'विदेह' ५७ म अंक ०१ मइ २०१० (वर्ष ३ मास २९ अंक ५७) 

वि दे ह *विदेह* *Videha* *বিদেহ* ***http://www.videha.co.in*** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका* *Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own script**Roman(Eng)Gujarati** **Bangla** **Oriya** **Gurmukhi** **Telugu** **Tamil** **Kannada** **Malayalam** **Hindi**

*एहि अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**

२. गद्य

२.१.१. रोशन जनकपुरी-अग्निपुष्पके गुच्छासब २.कपिलेश्वर राउत-सलाह ३. कुमार मनोज कश्यप-ईमानदार

२.२.डॉ. शंभु कुमार सिंह- कथा- जेठ आ पूस २.सौदागर ३.गरमी

२.३.कामिनी कामायिनी-अप्पन राज्य

२.४.१.प्रकाश चन्द्र- पोथी-समीक्षा २.बिपिन झा-मजदूर सँ दूर मजदूर दिवस

२.५.प्रेमशंकर सिंह: अमरक एकांकी-प्रहसनक सामाजिक यथार्थ

२.६.सुजीत कुमार झा-थाल माटिक पावनि

२.७.जगदीश प्रसाद मंडल-जीवन संर्घष- 3

२.८.गजेन्द्र ठाकुर-कथा-संघर्ष

३. पद्य

३.१. 

कालीकांत झा "बुच" 1934-2009- आगाँ

३.२.ज्योति सुनीत चौधरी-प्रवासी पक्षी

३.३.-**नन्द विलास राय**-सभसँ पावन मिथिला धाम यौ

३.४.शिव कुमार झा-किछु पद्य

३.५.गजेन्द्र ठाकुर-गीत-बँसकरमक विश्वकर्मा

३.६.काली नाथ ठाकुर-दहेज़ विरोधी रचना

३.७.-राजदेव मंडल-हित-अहित, प्रयास, ऑफिसक भूत

*४. बालानां कृते-*गजेन्द्र ठाकुर-नाटक-किछु दिअ

५. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

6.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

6.1.NAAGPHAANS-PART_VII-Maithili novel written by  Dr.Shefalika Verma-Translated by  Dr.Rajiv Kumar Verma and  Dr.Jaya Verma, Associate Professors, Delhi University, Delhi

6.2.Original Poem in Maithili by Gajendra Thakur Translated into English by Jyoti Jha Chaudhary -Dear Satanand Purhit

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे

Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाऊ।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 3.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभूमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र 'मिथिला रत्न' मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू 'मिथिलाक खोज'

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू "विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

१. संपादकीय

१. संपादकीय

मैथिली गजलशास्त्र- आगाँ

आब मैथिली गजलक किछु कठिनाह विषएपर आबी।
कठिनाह विषए किछु विविधता आनत आ मैथिलीक परिप्रेक्ष्यमे नूतनता सेहो, मुदा ततेक कठिनाह सेहो नहि।

वैदिक आ मैथिली छन्दक गणना अक्षरसँ होइत अछि से तँ कहिये गेल छी, गुरु-लघुक विचार ओतए नहि भेटत। मैथिल ब्राह्मण आ कर्ण कायस्थ लौकिक संस्कृत आ हिन्दीसँ प्रभावित छथि मुदा गएर मैथिल ब्राह्मण आ कर्ण कायस्थक शब्दावलीमे ढेर रास शब्द भेटत जे वैदिक संस्कृतमे अछि मुदा लौकिक संस्कृतमे नहि, तँ कम दूषित आ खाँटी मैथिली भाषा हुनके लोकनिक अछि आ तँ छन्दक गणना अक्षरसँ करबाक आर बेशी आवश्यकता।
गायत्री-२४ अक्षर
उष्णिक्- २८ अक्षर
अनुष्टुप् ३२ अक्षर
बृहती- ३६ अक्षर
पङ्क्ति- ४० अक्षर
त्रिष्टुप्- ४४ अक्षर
जगती- ४८ अक्षर

शूद्र कवि ऐलुष आ आन गोटे द्वारा रचित ऋक् वेद मे गायत्री, त्रिष्टुप् आ जगतीक छन्द सर्वाधिक परिमाणमे भेटैत अछि से एहि तीनूपर विचारी।

गायत्री: ई चारि प्रकारक होइत अछि- द्विपदी, त्रिपदी, चारि पदी आ पाँचपदी। चारि पदी मे ८-८ अक्षरक पद आ एक पदक बाद अर्द्धविराम आ दू पदक बाद पूर्णविराम दए सकै छी। माने एक गायत्री शेर तैयार।

त्रिष्टुप्: चारि पद, ११-११ अक्षरक पद आ एक पदक बाद अर्द्धविराम आ दू पदक बाद पूर्णविराम दए सकै छी। माने एक त्रिष्टुप् शेर तैयार।

जगती: चारि पद १२-१२ अक्षरक पद आ एक पदक बाद अर्द्धविराम आ दू पदक बाद पूर्णविराम दए सकै छी। माने एक जगती शेर तैयार।

आब जेना पहिने कहल गेल अछि जे गायत्रीमे एक-दू अक्षर कम वा बेशी सेहो भए सकैत अछि माने २२ सँ २६ अक्षर धरि गायत्रीक प्रकार भेल- विराड् गायत्री भेल- २२ निचृद् गायत्री भेल- २३ भुरिग् गायत्री भेल- २५ आ स्वराड् गायत्री भेल २६ अक्षरक। तँ निअमक अन्तर्गत भेटि गेल ने छूट आ स्वतंत्र भऽ गेल ने मैथिली गजल।

पूर्ण विराम छोड़ियो सकै छी।

आउ आब गजल कही:

गायत्री गजल
त्रिष्टुप् गजल
जगती गजल

आउ आब गजल कही:
गायत्री गजल
छै सुनि देखि रहल , छै ककरासँ ककर
कोन गपक सहल, छै ककरासँ ककर
हे अछि देखि सहल, अछि की टीस उठल
रे चिन्हलकैँ चीन्हल, छै ककरासँ ककर
ई सभ सत्यक संगी , सभ छै भेष बदलि
के अछि मुँह फेरल, छै ककरासँ ककर
हे बिजुलौका देखियौ, छै उकापतङ्ग जेकाँ
की माथ सुन्न कएल, छै ककरासँ ककर
अगिनवान मैथिली, की सुखि जाएत धार
कहै किदनि कहल, छै ककरासँ ककर
करू कोन समझौता, करू कोन निपटारा
के ललकारि रहल, छै ककरासँ ककर
के अछि उठा रहल, अछि के झुका रहल
के अछि बाजि रहल, छै ककरासँ ककर
ऐरावत छै चकित, अछि की सोचि रहल
ई कर्णधार बँचल, छै ककरासँ ककर
त्रिष्टुप् गजल
अछि चोरबा संग देखू ठाढ़, देखैत रहलि डकलिलामी
नहि होएत आब बरदाश्त, डाक- डकौअलि डकलिलामी
ई सुरकि रहल छल आब, नै भेटत आब फेर की खाद्य
अछि कोना भेल ई असम्हार, डघरब चलि डकलिलामी
कोना तड़फड़िया सभ अछि, डगहर थस लेने की बात

नञि निचेन भेल अछि बाप, ओ मुहानी आनि डकलिलामी
औ बुझारति होएत फेरसँ, भेल की ई ढिंढमदरा आब
ई ढाबुस बेंगक अछि ठाढ़, ई ककर चालि डकलिलामी
पुक्क्षी पाड़ि के रहल पुकारि, बहीर बनि भने अछि ठाढ़
नहि ककरो सुनब पुकार, ई हथौड़ा मारि डकलिलामी
कहू यौ किएक छी हूस ठाढ़, ऐरावतक फोंफक अबाज
नहि किए बनल बौक ठाढ़ , चिपैले सुआदि डकलिलामी
जगती गजल
भगवानक बनाओल ई गाम, जखन अछि हो भोर बकटेंट
नहि तँ भेटत की कोनो विराम, अछि भेल कोना भेर बकटेंट
औ की नहि भेटत आबहु त्राण, छी सुनल सएह सरनरिया
कोना मिरदङिया देलक थाप, ई मिरहन्नी शेर बकटेंट
जाए रहल पछताए रहल, नहि बाट कोनो सुझाए रहल
अछि गोलहत्थी खाइत ई छौड़ा, पँचागि ई बिहटार बकटेंट
मोचण्ड बूड़ि रौदमुँहा होइत, साँझक लकधक बैसि रहल
धमधूसर सभ बेर लगौरी, आनि रहल गनौर बकटेंट
गदा रे गुइँ गुइँ मार गदा रे, गदा रे पुइँ पुइँ, मुक्का मारल
गताखोरक छै ई हेँज चलल, गतात संग पथार बकटेंट
बेराम पड़ब नै आउ सकल, बेपर्द करब बेदरंग भेल
ऐरावत चीन्हि बेपारी सभकेँ, करू भाषाक व्यापार बकटेंट

पोस्ट स्क्रिप्ट:एखन धरिक गजलशास्त्रक प्रस्तुतिपर किछु टिप्पणी एतए प्रस्तुत अछि:

१

गंगेश गुंजन

ग़ज़ल पर संपादकीय मे स्थान देब एकटा गंभीर संपादन-बोधक व्यवहार बुझायल। तें एकर स्वागत आ बधाइ ।

ग़ज़लक बुनियादी अर्थ-शृंखला मे स्त्री, सुन्दर स्त्री एक खूब प्रशस्त अर्थ भेलैक। स्त्री अर्थात सौन्दर्य, शक्ति, प्रेम, आनन्द, सृष्टिक सब सं मधुर गीत।

ग़ज़ल तें कविता-विधाक सर्वोत्तम 'विधा' सेहो ( यद्यपि ई विवादहीन मान्यता नहिं तथापि...)

एक समय हिन्दी मे (प्रायः) शाइर इक़बालक कहल छनि-.....शाइरी इल्म से नहीं आती ' (पहिल पांती बिसरै छी)

अपन ग़ज़ल-कोटिक रचना कें, मैथिली हो बा हिन्दी, हम "ग़ज़ल नुमा" कहैत रहलियैक। तकरो आशय यैह। मैथिलीक अत्यल्पे ग़ज़ल हएत जे ग़ज़लक एहि बुनियादी लक्षणक ल'ग मे देखाय। ओना हमर पाठकीयताक सीमा अछि। तें अप्रिय मुदा यथार्थ थिक जे मैथिलीक एहि २०१० ई. मे लिखल जा रहल ग़ज़ल-अधिकांश ग़ज़ल हिन्दी-कविताक ' गुप्तकालीन कविता मात्र बुझाइछ।

तुकबन्दी । प्रिय साकेतानन्दक शब्द मे- अहा ! ग्राम जीवन भी क्या है...कहीं लौकियां लटक रही हैं ..।( आदरणीय मैथिली शरण गुप्तजीक कविताक ई अनविकल उद्धरण थिक)। हिन्दीक दुष्यन्त कुमारक ग़ज़ल मात्र अपन आधुनिकताक कारणें बा छुच्छ प्रगतिशीलताक कारणें नहि, युग-जीवनक जन-युग-जीवनक ईमानदार अभिव्यक्ति सहज तासीरक कारण सेहो एतेक प्रख्यात-प्रशस्त भेलनि। भरिसके कोइ कहि सकैछ जे कोनो ने कोनो रूपें दुष्यन्तजी कें नहि पढ़ने होथि। नहियों होति तं पढ़ि लेब उपकारके हेतनि। हृदय चाही, आत्मदान । '

शुद्ध सौंदर्य बनैत अछि आनन्द । मनुष्यक महान आनन्द दुःखेक चरम निरानन्दताक चिर वांछित दुर्लभ चित्तावस्था होइछ। जकरा कविता मे "ब्रह्मानन्द सहोदर" सेहो कहल गेल। से सौन्दर्य ब्रह्मान्ड मे "कविते"टा रचि सकैये ।

हमर उक्ति के रूढ़,निंघेस तथाकथित धर्ममार्गी अध्यात्मक रंगे मे नहि देखल-मानल जाय, से विनती ।

इल्म सेहो तखने पाठककें स्पन्दित करैत छैक।

" कहिये कुछ आसान ग़ज़ल

हर एक दिल की जान ग़ज़ल

जन-मन को दिखलाये राह

भटके मत सुनसान ग़ज़ल

एहि प्रकरण मे अपन "ग़ज़लनुमा"क किछु शेर मोन पड़ि जयबाक कवि-भावुकता कें माफी भेटओ।

गंगेश गुंजन

२

तारानन्द वियोगी

बहुत सुन्दर आ सम्पन्न विवेचन।गायनक सम्बन्ध मे बेस मेंही विवेचन अछि।दोसर भागक प्रतीक्षा रहत।

फेर:

वेद मे सब किछु छै।ओहि मे रसायन विज्ञान छै। कम्प्यूटर आ इन्टरनेट छै।ओहि मे एड्स के इलाज छै।ओहि मे परमाणु विज्ञानो छै।वेद जिन्दाबाद छै। गजल के बापक दिन छियै जे ओ वेद मे नहि रहतै?लेकिन बन्धु, हमर विचार जे फारसीक काव्यशास्त्र के हिन्दुत्वीकरण के बदला मौलिक गजल-रचना मे हिन्दुत्व आनल जाय तं से बेसी श्रेयस्कर।की करबै? दिल पर पाथर राखि लिय" जे ओहि विधर्मी सभक लग मे सेहो काव्य छलै, काव्यशास्त्र छलै।

उत्तर:१.गजलक बापक दिन छिऐ वा नै से तँ नञि बुझल अछि, मुदा वेदमे आन चीज जे होइ मुदा गजल नञि छै आ ओ काव्यशास्त्र फारसक फेर अरबक अछि से जगतख्यात अछि, आ एहिमे हमरा वा ककरो कोनो संदेह नञि होएबाक चाही।

२. फारसीक काव्यशास्त्रक हिन्दुत्वीकरणक संबंधमे हमरा नञि बुझल अछि आ मौलिक गजल रचनामे कोना हिन्दुत्व आनल जाए सेहो हमरा नञि बुझल अछि। काव्यकेँ "हिन्दु" आ "विधर्मी" शब्दावलीसँ दूर राखल जाए सएह नीक, हँ "मैथिली गजल" शब्दक प्रयोगमे हमरा कोनो आपत्ति नञि, आ तकरा हिन्दुत्वीकरण मानल जाए तँ हमर कोनो दोख नहि।

३.ओहि "विधर्मी"(अहाँक शब्दमे) लग सेहो काव्यशास्त्र रहै- ई विश्वास करबामे ककरो करेजपर पाथर नञि राखए पड़तै कारण जतेक सौँसे विश्वमे मिला कऽ कवि/ काव्यशास्त्री भेल होएताह ओहिसँ बेशी कवि/ काव्यशास्त्री अरबी-फारसीमे भेल छथि।

४.प्रायः मैथिली भाषामे गजल जे हम लिखी तँ छन्दशास्त्रक अनुसार लिखी, आ से छन्दशास्त्र हम अरबी-फारसीक प्रयुक्त करी, प्रायः अहाँक मंतव्य से अछि। मुदा ओ ट्राइ कऽ कए हम नञि आनो भाषाबला सभ (जेना अंग्रेजी गजलक शास्त्रकार लोकनि)थाकि गेल छथि, ओहिमे ने लय बनि पबै छै आ ने सरलता आबि पबै छै। ऋगवैदिक छन्दशास्त्र टगण-मगण सँ बेशी वैज्ञानिक आ सरल छै आ मैथिली गजल लिखबा-पढ़बा-गुनगुनएबामे लोककेँ सुविधा होएतैक से हमर विश्वास अछि- वेदक समएमे हिन्दू शब्दक जन्मो नहि भेल रहै से वैदिक छन्दशास्त्रक प्रयोग मात्र मैथिली गजलकेँ हिन्दू बना देतै से हमरा नञि लगैए।

५.तहिना जखन हम "मैथिली हाइकूशास्त्र" लिखने रही तहिया सेहो हमरा लग "वार्णिक" आ "मात्रिक"मे एकटा चयन करबाक छल, आ तहियो हम "वार्णिक"क अक्षर गणना पद्धतिक चयन कएलहुँ। "शिन्टो" धर्मावलम्बी जापानी (किछु बौद्ध सेहो) सभक लिपि आ तकर छन्दशास्त्र जे प्रयोग करी तँ मैथिलीमे हाइकू कहियो नञि लिखल जा सकत; कारण ओकर काव्यशास्त्र जापानी भाषा आ ओकर कएक तरहक लिपिक सापेक्ष छै आ ओहिमे धर्म अबितो छलै (टनका/ वाका- ईश्वरक आह्वाण)। अरबी-फारसी गजल मुदा धर्म निरपेक्ष छै, मुदा ओकर काव्यशास्त्र ओकर अपन भाषा-लिपि लेल छै। से भाषा-निरपेक्ष ने जापानी काव्यशास्त्र भऽ सकै छै आ ने अरबी-फारसी काव्यशास्त्र।

सादर

गजेन्द्र

३

गौतम राजरिशी

पिछला तीन-चार दिन स पढि रहल छि इ आलेख....हिंदी आ उर्दू के ग़ज़ल-शास्त्र स त भलि भांति परिचित रहि, मैथिली के लेल जानकारी बड निक लागल। बहुत मेहनत आ लगन स लिखल आलेख- सेव कs लेलौं घोटै खातिर। मुदा आलेख के आखिर पंक्ति "मैथिली गजलकेँ सेहो ई छूट भेटबाक चाही" स सहमत नै छि। कविता के अ-कविता होय लs दियो, मुदा ग़ज़ल के सर्वदा ग़ज़ल ही रहैक चाहि...अ-ग़ज़ल नै। हमर उस्ताद कहित छथिन कि रचना करि काल सुविधा नै खोजबाक चाहि।

अपनेक फोन नंबर चाहि गजेन्द्र जी...मैथिली शब्द के उच्चारन हेतु किछु शंका निदान करबाक अछि। ग़ज़ल त सब टा खेल अछि उच्चारणक...

उत्तर:राजर्षिजी

मैथिलीमे उच्चारण निर्देश, मैथिली गजल-शास्त्र- भाग-२ मे देल गेल अछि।

हमर मो.नं. ९९११३८२०७८ अछि।

सादर

४

आशीष अनचिन्हार

काफिया केखनो शब्दक नहि , वर्ण आ मात्राक होइत छैक। जेना हमरापर आ ओकरापर दूनू शब्द मे र काफिया छैक। तेनाहिते आरे आ माँड़े(हमर गजलक) मे ए मात्रा कफिया छैक।

एकै भाव बला गजल दूषित मानल जाइत अछि।

उत्तर:मैथिली आ संस्कृतमे मात्र तुकान्त (अन्तक तुक) लयक निर्माण नहि करै छै, मुदा करितो छै।

से ई गप जे-

जे तुक मिलानीक दृष्टिएँ ओहूमे शब्दक आरम्भ-मध्य-आखिरीक किछु अक्षर नहि बदलै छै।

सायास लिखल गेल अछि।

वेद-ए-मुकद्दस मे वेदक विषएमे अली सरदार जाफरी लिखै छथि- शुऊरे-इन्साँ के आफताबे-अजीम की अव्वलीं शुआएँ- मनुष्यक चेतनाक पहिल किरिण।

जेना तमिलमे संस्कृत शब्दक आ तुर्कीमे अरबी शब्दक बहिष्कारक आन्दोलन चलल तहिना फारसीमे (फारसक प्राचीन ग्रन्थ अवेस्ता आ वैदिक-संस्कृतक मध्य समानता द्रष्टव्य) सेहो अरबी शब्दक बहिष्कार आ तकरा स्थानपर आर्य भाषा-समूहक शब्दक ग्रहणक आन्दोलन चलल अछि। मैथिलीमे सेहो हिन्दी-उर्दू शब्दक बहुलतासँ प्रयोग भाषाक अस्तित्वपर संकट जेकाँ अछि, खास कऽ मिथिलाक्षरक मैथिल ब्राह्मण संप्रदाय द्वारा दाह-संस्कार कएलाक बाद।

आब उर्दू गजलपर आबी। १८९३ ई.मे हाली मुकद्दमा-ए-शेर-ओ-शायरी लिखलन्हि जे हुनकर काव्य-संग्रहक भूमिका छल। ओहि समए धरि उर्दू गजलक विषय आ रूप दुनू मृतप्राय छल से हाली विषय-परिवर्तनक आह्वान तँ केबे कएलन्हि संगहि काफिया आ रदीफक सरल स्वरूपक ओकालति कएलन्हि। ओ लिखै छथि जे एकाधे टा शेर आइ-काल्हि नीक रहैए आ शेष गजल फारसीक शब्द सभसँ भरि देल गेल शेरक संकलन भऽ जाइए जाहिसँ ओकर स्तरहीनतापर लोकक ध्यान नञि जाए। से उर्दू गजल धार्मिक कट्टरतापर व्यंग्यक क्षेत्रमे फारसी गजलसँ आगाँ बढ़ि गेल।

संगीत आ गजल गायन

ठाठ कल्याणक अन्तर्गत राग यमनमे त्रिताल १६ मात्रा (दू पाँतिक अनुष्टुप् _३२ अक्षर) क एतए प्रयोग भऽ सकैए। ठाठ बिलावलक अन्तर्गत राग बिलावल एकताल १२ मात्राक होइत अछि, एतए गायत्री-२४ अक्षरक गजलक प्रयोग भऽ सकैए। कारण वार्णिक गणनाक उपरान्त रेघा कऽ गायककेँ कम गाबए पड़तन्हि आ शब्द/ अक्षरक अकाल नहि बुझना जाएत।

ई मात्र उदाहरण अछि आ से गायकक लेल मैथिली गजल लिखनिहारक लेल नहि।

मैथिलीमे एखन धरि जे गजल लिखल गेल अछि ओहिमे बहरक एकरूपताक कोनो विचार नहि राखल गेल अछि। ने से बहर-विचार फारसी काव्यशास्त्रक हिसाबसँ राखल गेल छै आ ने भारतीय काव्यशास्त्रक हिसाबसँ। आ ताहि कारणसँ मैथिली गजल सभकेँ "गजल सन कविता" मात्र कहि सकै छिऐ। ओना बहरक एकरूपता गजलकार लोकनि द्वारा गजल लिखलाक बाद एक गजलपर आध घण्टा लगेला मात्रसँ कएल जा सकैए।

गजल

सहस्त्राब्दीक हारि हमर आ जीत ओकर, नै जातिवादीक सोझाँ होएब लरताङर
भेष बदलि जातिपंथी जीति रहल कवि, ऐलुष नै फेर हम हएब लरताङर

एहि भू मार्गक अछि तँ गप्पे विचित्र सन, प्रकाश आएल अछि भेल अन्हार निवृत्त
मयूरपंखी पनिसोखा उगल छै एखने, इन्द्रक मेघकेँ सोंखि करब लरताङर

बनि बाल बुद्धि हम पुछने आइ छलहुँ, ई सत्य अहिंसाक पथ ई विजयक पथ
जीतल जाइए असत्यक रथ हुनकर, टनकाएब नै फेर होएब लरताङर

रस्ता चलैत छलहुँ दिन राति सदिखन, से भेल जाइत छारन नव रस्ता बनल
छी देखि रहल रस्ताक केंचुली भरिगर, गऽ जाइत आगाँ नहि होएब लरताङर

अबैए ओ सत्यक क्षण कोन विपदा बनि, अछि आएल दौगल ओ सुनझाएल अछि
पोखरिक जाइठपर भेल ठाढ़ छी हम, छछड़बाएब घर नै हैब लरताङर

छनगा पीबि शिव देखि रहल चारूकात, विषहन्त ओ घूमि रहल बनल बसात
तांडव ई अहाँक बुद्धि कहैए से त्रिकटु, तगबाए तकरा नै होएब लरताङर

हे भाइ ऐरावत अछि आइ झूमि रहल, कदैमे करैत ओ कदमताल विकराल
चरखा कत्तिनक टकुआ काटब देखल, नहि कदरियाएब खोभब लरताङर

गजल

बरसातिक ई राति बनल सुखराति हे कालि

करब षोडशोपचार आर दए बलि हे कालि

बाल बसन्त भैया बढ़थु बहिनक अछि आस

आस्तीक करैत भैया लेल सुधियो नहि हे कालि

लाल झिंगुर, लाल सिन्दुर, लाल अड़हुल फूल

ताहूसँ लाल देखल ई दृश्य-देश मिथि हे कालि

स्वप्नक सोझाँ सत्यक नै अछि आब कोनो मोल

पोखड़ि झाँखड़ि सगरि घूमि ई देखलि हे कालि

अमुआ फड़ए लदा लदी डारि लीबि-लीबि जाए

ओकर नम्रतामे कोनो अगुताइ सुनलि हे कालि

ऐरावत गजल सन कविता देखू देलनि ई

मैथिलीक गरिमा एहिठाँ देखू सदति हे कालि

गजल

जाइत-जाइत देखल ओ ठाढ़ आर मेघडम्बर सन छाती

भैयाक पीठ धोबिया पाट हुनकर मेघडम्बर सन छाती

पड़ल फेर अकाल करैत हाक्रोस छथि ओ ठाढ़ भेल कात

छाती धकधक उन्नत्त ठाढ़ि दुआर मेघडम्बर सन छाती

देखल ई चित्कार हम भऽ सोझाँ ठाढ़ देबै ओकरा हुतकारी

संकट प्रहारमे धैर्य अपरम्पार मेघडम्बर सन छाती

देखल हुनका आइ छन्हि मुँह क्लान्त मुदा नहि कोनो बात

कर्तव्यक बिच कोनो विश्राम डगर मेघडम्बर सन छाती

सुनू सुनू भाइ गप भेल असम्हार करू पुकार समधानि

भेल मानवक ई हाल करू दुत्कार मेघडम्बर सन छाती

ऐरावत देखल घुरचालि बनल हथियार ओ लेने जाल

छी तैयो ठाढ़ की हम क्षितिजक पार मेघडम्बर सन छाती

*संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ ३० अप्रैल २०१०) ९६ देशक १,२८१ ठामसँ ४१,९७४ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी.सँ २,३७,८५३ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।*

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

२. गद्य

२.१.१. रोशन जनकपुरी-अग्निपुष्पके गुच्छासब २.कपिलेश्वर राउत-सलाह ३. कुमार मनोज कश्यप-ईमानदार

२.२.डॉ. शंभु कुमार सिंह- कथा- जेठ आ पूस २.सौदागर ३.गरमी

२.३.कामिनी कामायिनी-अप्पन राज्य

२.४.१.प्रकाश चन्द्र- पोथी-समीक्षा २.बिपिन झा-मजदूर सँ दूर मजदूर दिवस

२.५.प्रेमशंकर सिंह: अमरक एकांकी-प्रहसनक सामाजिक यथार्थ

२.६.सुजीत कुमार झा-थाल माटिक पावनि

२.७.जगदीश प्रसाद मंडल-जीवन संर्घष- 3

२.८.गजेन्द्र ठाकुर-कथा-संघर्ष

१. रोशन जनकपुरी-अग्निपुष्पके गुच्छासब २.कपिलेश्वर राउत-सलाह ३. कुमार मनोज कश्यप-ईमानदार

रोशन जनकपुरी

अग्निपुष्पके गुच्छासब

दुश्मनके नाइट भिजन हेलिकप्टर सँ राइत भइर बमबारी के बादो जनसेनाद्वारा कएल गेल घेराबन्दी नइ टुटल रहइ । जेना सिनेमा मे होइछै, चहुदिस पसरल अन्हारमे एम्हर बम खइस रहल अइ, ओम्हर बम खइस रहल अइ आ लोकसब दौड रहल अइ चइल रहल अइ , तहिना शाही सेना के घेराबन्दी कएने जनसेना मुख्य मोर्चा पर लइड रहल छल । युद्ध मोर्चामे एकटा खपरैल स्कूल के एकटा कोठरी के प्राथमिक अस्पताल बना क घायल जनसैनिकसबके प्रारम्भिक उपचार क क युद्धक्षेत्र सँ बाहर पठाओल जा रहल छल ।

ई काजरो सँ कारी अमवस्या के राइतबला अन्हरिया राइत के बम के विस्फोट आ स्वचालित हथियारसब स कखनो निरन्तर कखनो रूइक रूइक क फुलझडी जकाँ निकलल गोली सब के लाल पियर बैगनी इजोत मात्र प्रकाशित करैत छल। नइ त लम्बा मीलो पसरल सुखलका नदी के ओ क्षेत्र अन्हारे मे युद्धक साक्षी बइन रहल छल । युद्धक मुख्य मोर्चा बनल चूरे पर्वत श्रेणी के ओहि टिला स आइब रहल बम मसिनगन आ विविध आग्नेयास्त्रक समवेत भयावह आवाज एना बुझाइत छल जेना अअनेको ज्वालामुखी एक साथ फूइट रहल हो । आअ ोतह उइठ रहल आर्त चित्कार , क्रन्दन, नरकक आभास दइत छल ।...

ठीके युद्ध नरके होइत अइछ । एकटा घायल जनसैनिकके स्ट्रेचर पर सुताक दू गोटेके कन्हा पर रखैत हम बजलहुँ ।

अहाँ ठीक कहलहुँ , मुदा एहि नरकके समाप्तिक हेतु ई बाध्यात्मक युद्ध अछि । हमरा सहयोग क रहल प्रारम्भिक अस्पतालक रेखदेखक लेल नियुक्त कयल गेल कमाण्डर बाजल ।बगल स निर्देशनात्मक आवाज आएल ठाढे ठाढे नइ, बेन्ड भ क डाँड मोइडक । अन्हारमे आँइख चियाइर क देखलियै, स्थानीयबासीसब आबाल वृद्ध युद्धक्षेत्र स बाहर भाइग रहल छल आ जनसैनिक आ युद्ध सहयोगी सब ओकरा सबके सुरक्षित पलायन मे सहयोग क रहल छल । करिब आधा किलोमीटर चौडाइबला एहि सुख्खल नदीके पछियारी किनारा सुरक्षित छल । ओकरा ओइकात एकटा छोट गाम छल जतह शरण लेल जा सकैत छल ।

फायर के गर्जनयुक्त आदेश सँगे शुरु भेल लडाइ भोर के करिब साढे तीन बजे तक चलल । भोरका इजोत शाही सेना के अतिरिक्त बल मगाब मे सहयोगी भ सकैत छल आ शायद अहि दुआरे रिट्रीट (लौटबाक) आदेश आएल ।युद्ध क मुख्य मोर्चा पर निरन्तर विस्फोट आ फायरिंगक लयबद्धता टुइट रहल छल । स्वास्थ्य मोर्चा पर नियुक्त आ सहयोगी व्यक्तिसब लौटैट जनसैनिक सबके अन्हारमे ठिकियाक चिन्हबाक कोशिस क रहल छल । ओकर चिन्हल लौट रहल अइछ कि नइ ? ई प्रश्न आ उत्सुकता सबहक चेहरा पर नाइच रहल छल ।युद्ध मोर्चा क समाचार आब चारुदिस पसैर रहल छल । जनसेनाक तीन तरफा मजबूत घेराबन्दी मे परल शाही सेना के एक सय अठारह जवानबला जत्था मे स कम स कम चौंसठ गोटे मारल गेल छल ।

ओ त करिब एक्के डेढ बजे दुश्मन निःसहाय भ क आत्मसमर्पण के मुद्रा मे एकटा कोना मे दुबैक गेल छल । हम सब त दू घण्टा स अन्हारे मे अपने मे फायरिंग क रहल छलहु । जाँघ मे छर्रा लाइग क घायल एकटा सैनिक बाजल नइ त जीत निश्चित छल ।

युद्ध के अधूरा छोरबाक चिरचिराहट प्रायः सब के चेहरा पर छल , जे लौटैत आ घायल सैनिकके स्थलगत देखरेखमे भेल तिल मात्र कोताही के बाद क्रोध पूर्ण व्यवहार मे प्रकट भ रहल छल ।

एहि भीषण युद्ध मे जनसेना दिस चालीस स बेसी घायल भेल छल आ पचीस गोट शहादत प्राप्त कयलक ।

।जनसेना के ई सिपाही सब जनता के ओह वर्गक धियापुता सब अइछ जे शासन आ अभिजात्य तथा सम्पन्न वर्गक पकडबला समाजद्वारा युग युग स कछेर पर ठाढ क देल गेल अइछ । एकरा सबके नइ कोनो दरमाक मोह नइ कोनो नीजी सुख सुविधाके मोह । बस एक्केटा आस जे जनयुद्ध सफल होएत त घूरत । सुखके दिन टुटली मरैया तक पहुँचत । लूट आ शोषण बला शासन अन्त होएत । लाल सलाम, जनताके सर्वोत्तम धीया पुता सब ।लाल सलाम , महान शहदि सब ।। अपने आप हमर कसल मुठी सलामीक मुद्रामे अकाश दिस उइठ गेल । भोरका इजोत होब लागल छल । नदीके पछियारी काते काते दक्षिण दिस जाइत हम सब युद्ध मोर्चा स क्रमशः दूर होइट जा रहल छलहुँ । दुश्मनके अतिरिक्त बल हेलिकप्टर स पहुँच चुकल छल । मुदा शायद जनसेनाके वीरता स संत्रस्त दुश्मनके फाइटर हेलिकप्टर आकाशमे घुइम घुइमक एखनो तक बम खसाइए रहल छल । हमरा संगे चइल रहल एकटा कम्पनी कमाण्डर पाछु स हमर पिठ्ठी थपथपएलक ।आकाश दिस उठैत हमर कसल मुठ्ठी ओ देखि नेने छल ।उनैटक हम तकलहुँ । शायद ओ हमरा मन मे उठैत भावके पइढ लेने छल । राइत भइरके युद्धक थकान संगहि ओकरा आँइखमे उदासी सेहो छल । शायद ओकरो मनमे हमरे जकाँ भावसब उमइर घुमइर रहल छल । ओ कमाण्डर छल युद्ध मोर्चाक । ओकरो नेतृत्वमे युद्ध भेल छल जाहिमे सेहो शहीद आ घायल भेल छल कइएकटा जनसैनिक । के सब शहीद भेल? क ीओ जनैत अइछ? ....निश्चय ओ जनैत अइछ । ओकर आँइखक उदासी सैह कहैत अइछ । के सब भ सकैत अइछ? मन भेल पुइछतिअइ, मुदा पुछलहुँ नइ, आ चलैत रहलहुँ चुपचाप ।

एहि सुखलाहा नदी के पछयारी कातक जंगलमे युद्धक तैयारी आ प्रशिक्षणक अनितम क्षणमे जनसेनाके जवान सबके एकटा बटालियनके सलामी स्वीकार करैत आ जवान सबस गर्मजोशी पूर्ण कडगर हाथ मिलाक बिदा करैत काल मनमे उठल भाव याद परल एहिमे स के लौटत के नइ लौटत ? चिन्हल चेहरा सब एक एक क आँइखक आगू घूमए लागल । महोत्तरीके बुधनी , जकर पार्टी नाम छल कमरेड उष । तीन वर्ष पहिने पार्टी प्रवेश करैत कालके अन्तरमुखी विधवा आ सम्पत्तिक कारण अपन सासुर स प्रताडित बुधनी युद्ध प्रशिक्षणक क्रममे एक दिन हमरा कहने छलिह कमरेड, सुबोध कमरेड हमरा प्रेम प्रस्ताव कएने

अइछ कमाण्डरके हम सब संयुक्त आवेदन सेहो देने छी । जौं सब ठीक रहल त तीन महिनाके बाद हम सब विवाह करब । अहाँ जतह रही , अहाँके आब परत ।

गोर, हसमुख रेशबहादुर मगर याद परल , धनुषामे जकर पत्थर कूटएबाली विधवा बुढिया माय कनैत कहने रहइ बौआ, तों त पहाडमे लड चइल जाइछे, मुदा हमरा के ओ देख बला नइ रहि जाइए ।बोखार लगला पर दबाइयो देब बला के ओ नइ रहि जाइए । मुदा ओ युद्ध स नइ लौटल । एकटा कवितामे ओ लिखने रहए माय , हम नइ चाहैछी कोनो माय पत्थर कूटो, तय हम युद्ध मे छी ।

हमरा याद परल ओ नेवार्नी करिकबी दुबर पातर कमरेड कामिनी , जकरा मजदूर पतिके शाही सेना सब माओवादी होबके शंका मे निर्ममतापूर्वक पिटिपिटिक माइर देलकै । आ ओ अपन दू टा अबोध बच्चाके नाना नानी ग ध के जनसेनामे सामिल भ गेली ।हमर अनेको चिन्हल जानल सबमे स ई करिकबी नेवार्नी अत्यन्त प्रिय छलिह । ओ हमरे नइ सबहक प्रिय छलिह । कम मुदा मृदुभाषी, प्रत्येक मोर्चा पर सबस आगू बइढक लडनिहार । तैं सब कमाण्डर सब हुनका अपने समूहमे राख चाहैत छल ।

एक बेर हम बिमार भेल छलहुँ, बेहोश रहलहु कए दिन । एहन अवस्थामे ओ हमर सब तरहक सेवा कएने रहथि । दोसर हुनक वर्गीय प्रेम आ बौद्धिकता हमरा हुनका संगे भावनात्मक सम्बन्ध बना देने छल । हम दाई (भैया) छलहुँ आ ओ छलिह बहिनी( बहिन) ।

दाई , आई हमरे क्याम्पमे खाउने । युद्धस एक दिन पहिने ओ हमरा नेओत देने छलिह । हम हँसिक आगू बइढ गेलहुँ, मुदा ओ दौडक हमरा मूँहमे माँउस एकटा टुकडा राइख देलनि आ हँस लगलिह ।.....एहन बहुतराश चिन्हल चेहरा आँइखक आगू नाच लागल ।

ककरो चिनहलियै की ? के सब शहीद भेल ? रहल नइ गेल, आ सँगे चलैत कम्पनी कमाण्डरस हम पुछिए लेलियै ।

ओ किछु बाजए ओहिस पहिने हम दोसरो प्रश्न कयलियै जाहिमे हमर चिन्हल जानल कतेको नाम छल । भावना जेना हमरा गरसि रहल छल । राइतक युद्ध मोर्चाक कमरेड हम एकटा सामान्य मानवमे बदइल रहल छलहुँ ।

ओ किछु नइ बाजल । ओकर आँइखक उदासी ओहिना गँहीर छल । ठोर जेना कइसक बन्द छल । ओ निःशब्द चलैत रहल ।

दोसर दिन । किछु शहीद सबके लाश प्राप्त भेल छल । हमरा जानकारी भ चुकल छल रेश बहादुर आ कमरेड कामिनी शहीद भ चुकल छलिह । कमरेड कामिनी बायच सकैत छलिह मुदा एकटा घायल जनसैनिकके सहारा द क लबैत काल हुनका गोली लागल छल ।

हमर मन भावना स भइर गेल छल । कमरेड कामिनीके स्मृति हमरा विचलित क रहल छल । निर्मम युद्धके भावना स कोनो मतलब नइ होइछै

सब शहीद सबके लाश सबके हसुवा हथौडी बला झण्डा ओढाओल गेल, सलामी देल गेल आ शहीदक चिता धुधुवा उठल । थाकल पैर आ भारी मन स हम सब सेल्टर दिस लौटलहुँ । मन नइ लाइग रहल छल । ओ कम्पनी कमाण्डर हमरा सँगे छल । ओ अखनो उदास आँइख नेने चुप छल । भावना स द्रवित मन एन भरल छल जेना सब किछु रुइक जाएत । अपन क्याम्पमे प्रवेश कयलहुँ त किछु पुरुष आ दू टा युवती प्रतिक्षा क रहल छलिह । हमर सहायक जानकारी करौलक जे ई सब जनसेनामे सामिल भेल नव कार्यकर्ता अइछ । मूँडी उठाक एकटा युवती के पुछलियै की नाम अइछ?

रुपकुमारी

दोसरके सेहो पुछलियै आ अहाँ के की अइछ ?

कामिनी

हम ओकर मूँह तकैत रहलहुँ , किछु काल निर्निमेष । फेर फूर्तिस क्याम्प स बाहार निकललहुँ आ ओहि कम्पनी कमाण्डरके जोडस बजैलियइ आ कहलियै आउ कमरेड, देखियौ , कामिनी जीविते अइछ ।

हँ , कमरेड। शहीद सब अमर होइत अइछ । ओ बाजल ।

गोर मूहँबाली मैथिलानी कामिनी क्याम्पकद्वार पर स हमरा देखि रहल छलिह । आ हम देखि रहल छलहुँ क्याम्पक आगू मे फर्फराइत ललका झण्डाके मैथिलानी कामिनीके आ एम्हर ओम्हर गतिशील आ पुनः लयबद्ध होइत जनसेनाके पंक्ति सबके । हमर सहायक धीरे स बाजल शाही सेना मे मरबलामे एकटा हमर सबहक कम्पनी कमाण्डरक जेठ भाय से हो छल । आब हमर दृष्टि ओहि कमाण्डर पर स्थिर छल । ओकर आँइखक गँहीर उदासीक अर्थ आब हमरा लाइग रहल छल । ललका झण्डा अकाशमे र्फफराइए रहल छल, आस्था मन मे आर गँहीर भेल जा रहल छल । आ विश्वास पर एकटा आओर ईट रखा गेल टुटली मरैया सके जीत निश्चित अइछ ।

२



कपिलेश्वर राउत

कथा-

सलाह

फागुन बीत रहल छल आ चैतक आगमन भऽ रहल छल। समए तेहन ने बीकट जे बातरस बलाक लेल बर उकरू छल। फागुन चैतमे जेहने गर्मी तेहने हार तक डोलवेबला जार। तँ ने एकटा कहावत छै जे एकटा ब्रह्मण गाए बेचि कऽ चैतमे कम्बल खरीदने रहथि। तेहने समए अहू बरि छल। बातरसोकेँ जन्म एहने समएमे होइत छै।

किसुनकेँ बातरस जागि गेल छले जहिसँ बेचारा अफसियांत छल गाम घरक डाक्टरसँ लए कऽ दरभंगा तकक डाक्टरसँ देखौलक मुदा, बीमारी ठीक नहि भेलैक। बातरस आव गठियाक रूप धऽ लेलकै। उठवैसँ लए कऽ  खेनाइ-पिनाइ तकमे असोकर्य होमए लगलेए।

एक दिन परोसी-वालगोविन्द कहलकै- ''हौ किसुन, तोरा देख कऽ हमरा बर दया उबैत अछि जे ऐहेन धुआ-कायामे ई की भऽ गेलए। हमर विचार अछि जे बेटा दिल्लीमे छहे ओतइ जा कऽ एक बेरि देखा आबह।''

किसुन बजला- ''ठीके कहै छह भाय, दू-चारि दिनमे चलि जाएव।''

दिल्ली जा कऽ एम्स असपतालमे जाँच करा कऽ एक महीना दवाइ खेलक किछु असान भेल। गाम चल आएल। गाम आवि कऽ जखन दवाइ खाए तँ दवाइ जखन तक असर रहे ताबे तक ठीक रहै आ जखन दवाइक असर खतम भऽ जाइ तँ वीमारी बढ़ि जाइ।

बेचारा असोथकित भऽ, असमंजसमे दलानपर बैसल छल कि सुमन जी जे गामे स्कूलमे मास्टरी करैत छला। ओही टोल दऽ कऽ अबैत छला आिक नजरि किसुन दिस गेलनि। कुशल पुछलखिन बेचारा झमानसँ खसल। धूर हम कि अपन कुशल कहब। हम तँ वातरससँ हरान छी। सुमन जी बोल भरोस दैत कहलखिन- ''अहाँक बेमारी ठीक भऽ जएत। हम जना कहैत छी तना-तना करू आ आयुर्वेदिक दवाइ बता दैत छी से करैत रहू बीमारी ठीक भऽ जाएत।''

बेचारेकेँ कतोसँ प्राण एले। कहलके- ''एतेक केलौं तँ एकबेर इहो अजमएव।''

सुमनजी बजला- ''हम जना-जना कहै छी तना-तना करू। सीधा भऽ कऽ बैसू एक नम्बर पएर पसारू आ अंगुरीकेँ मोरू आ सोझ करू। दोसर पाएरक पंजाकेँ अंगुरीकेँ मोरू आ सोझ करू। दोसरक पंजाकेँ आगाँ झूकाउ आ सोझ करू। आब दुनू पाएरकेँ सटा कऽ गोल कए कऽ घुमा, पाँच बेरि एक मुँहेँ तँ पाँच बेरि दोसर मुँहे।'' चारीम- जाँघमे हाथसँ गहुआ लगा कऽ छावाकेँ जना साइकिल चलबैत छी तना चलाउ उपरसँ नीचाँ मुँहे आ नीचाँसँ उपर मुँहे इहो पाँच बेरि। आ हे याद राखब रीढ़क हड्डी सीधा रहक चाही।'' पाँचम-

क्रमश:

३



कुमार मनोज कश्यप

ईमानदार

ओ मंत्रालय मे संयुत्त्ा सचिव आछ । जतबे ओ कंर्तव्यनिष्ठ, स्वप्नदर्शी, अनुशासनप्रिय आ सहयोगी मानल जाईछ ओहि सँ एको मिसिया कंम ईमानदार नहिं। सिविल सोसाईटी मे ओकंर गुणकं दोहाई देल जाईत छैकं.

पोलिटीकंल सर्किल मे ओकंर कांर्यक्षमताकं चर्चा भेल कंरैछ । अपन मंत्री के तऽ ओ मुँहलगुआ बनि गेल आछ़क़ौनो कंटिन सँ कंठिन कांज हो ओकंरा लेल सामान्य़क़ेहनो जटिल समस्या हा`; ओ ओकंरा लग ओकंर समाधान चुटकी मे तैयार.क़ौनो बातकं नकंारात्मकं जवाब तऽ ओकंरा लग छलहिये नहिं । कांज मे तऽ आगया-बेताल आछ ओ़ऑफीस मे कांज़घर पऱहरदम कांजे-कांज ।

मंत्री लग बात उठलै जे विभाग द्वारा नियंत्रित केंद्रीय योजना अपेक्षित परिणाम देबा मे समर्थ किंयैकं नहिं भऽ रहल छै ? समस्या समाधान हेतु स्वभाविके सचिव आ मंत्री के ध्यान ओकंरे दिस गेलैकं । ओकंरा भार देल गेलैकं - ' समस्या के अध्ययन कंऽ कंऽ एकं महिना मे योजना के दुरूस्त कंरकं उपाय सुझाऊ ।' ओ अपन मिशन पर लागि गेलरिपोर्ट बनेलकं, प्रोजेंटेशन केलकं । सार तत्व ई जे योजना के ठीकं सँ लागू नहिं हेबाकं कांरण छैकं ब्लॉकं आ जिला स्तरकं आधकंारी-कंर्मचारी के योजना के बारे मे अल्प किंवा अग्यानता । ओकंर सुझाव छलैकं जे जौं जमीनी-स्तरकं कांर्मिकं सभकं क्षमता-निर्माण कंयल जाय तऽ एहि योजनाकं कीं ; सभ केंद्रीय आ राज्य योजना के सफलता सुनिश्चित बुझु । सुझाव नीकं छलैकंमंत्रीजी तऽ एतेकं भावविह्वल भऽ गेलाह जे ओकंर पीठ ठोकिं कंऽ शावासी देलखिन । तत्कांल आदेश भेलैकं जे ओ अपन कांर्य-योजना पर आगू बढ़य । एहि हेतु साधनकं कौनो कंमी नहिं होमय देबाकं आश्वासन मंत्रीजी देलखिन ।

ओ आगू बढ़ल । सभ सँ पहिने अपन प्रिय आधकंारी आ कंर्मचारीकं एकंटा टीम बनेलकं । तकंरा बाद एकंटा गाईड-लाईन मंत्रीजी सँ अनुमोदित कंरेलकं जाहि मे पाँच लाख तकं के राशि स्वीकृत कंरबाकं आधकंर संयुत्त्प्र-सचिव स्तर के आधकंारी के छलैकं । पेप्रर ओ देशकं चारू क्षेत्र मे चारि टा संसाधन-केन्द्र बनेलकं जाहि मे ओकंर परिचित यूनिवर्सिटी-प्रोपेप्रसर, रिसर्चर आदि सभ शामिल कंयल गेलैकं । संसाधन-केन्द्र सरकंार सँ प्रााप्त अनुदानकं दस प्रातिशत अपन स्थापना पर खर्च कंऽ सकैत छल जाहि मे वेतन, यातायात, कंम्प्यूटर सहित अन्य खर्च शामिल छलैकं । प्राति क्षेत्रिय सेमीनार तीन लाख रूपया आ राष्ट्रीय हेतु सामान्य खर्च सीमा पाँच लाख छलैकं जे परिस्थितिवश बढ़ाओल सेहो जा सकैत छलैकं । एहि सभ लेल संसाधन-केन्द्र सभ के सालकं शुरूहे मे दू-दू कंरोड़ रूपया बाँटि देल गेलैकं । ई रूपया खर्च भेला पर ओ सभ उपयोगिता-प्रामाणपत्र दऽ कंऽ आओर रूपया माँगि सकैत छल । ओकंर सर-वुप्रटुम्बकं आनो आन लोकं सभ जोगाड़ लगा कंऽ संसाधन-केन्द्र मे अपन नोकंरी पक्कां केलकं । अपन लोकं के कृतग्य कंरबाकं यैह तऽ मौकां छलैकं ओकंरा ।

संसाधन-केन्द्र सभ के कांर्यशाला, सेमीनार, सम्मेलन आदि आयोजित कंऽ कंऽ ब्लॉकं, जिला, राज्य स्तर के कांर्मिकं सभ के प्राशिक्षण आ जागरूकं कंरकं छलैकं । केन्द्र सभ के एहि तरहें अपन कांर्य-व्रप्रम कंरकं छलैकं जे सभ शनि आ रवि कंऽ कंतहु ने कंतहु कांर्यशाला वा सेमीनार वा सम्मेलन होईतैकं । एहि हेतु ओकंरा सभ के अपन वार्षिकं-कांर्यव्रप्रम पहिनहिं अनुमोदित कंरेबाकं व्यवस्था छलैकं । संसाधन-केन्द्र सभकं बीच मे नीकं ताल-मेल बनेबाकं लेल व्यवस्था छलैकं जे ओ व्याख्यान, प्रास्तुतिकंरण आदि हेतु दोसर संसाधन-केन्द्र सँ साधन-सेवी सभ के आमंत्रित कंरय । ओ (संयुत्तप्र सचिव) तऽ अपने बड़ पैघ साधन-सेवी छल. ओकंरा अतेकं योजना के बारे मे कंकंरा बुझल छलैकं । तैं ओ सभ कांर्यशाला, सेमीनार आदि मे आमंत्रित होईत आछ । नियमनुसार प्राति व्याख्यान ओकंरा दस हजार रूपया सेहो भेटैत छैकं । ओहदा अनुसार एबा-जेबा एवं रहबाकं व्यवस्था अलग सँ ।

गरीबी दूर कंरबाकं योजना पर विचार-विमर्श पाँच-सितारा होटल सभ मे होईत छैकं - एहि पर किंछु मीडीया मे चर्चो होईत रहलैकं । ओ संसाधन-केन्द्र के प्राधान सभ के एकंटा मिटींग बजेलकं आ सुझाव देलकै जे कांर्यशाला सभ मे स्थानीय पत्रकंार सभ के सेहो बजाओल जाय । आखिर एहि मे कौन दिक्कंत- ओ सभ लंच

कंरत आ एकं-एकं टा बैग लेत - सैह ने ? मुदा फायदा तऽ देखू - ओ सभ हमर कांर्यव्र्Μम के प्राशंसा कंरत आ नीकं मीडीया कंवरेज भेटत ।

आब सभ खुश आछ ।


डॉ. शंभु कुमार सिंह

जन्म: 18 अप्रील 1965 सहरसा जिलाक महिषी प्रखंडक लहुआर गाममे। आरंभिक शिक्षा, गामहिसँ, आइ.ए., बी.ए. (मैथिली सम्मान) एम.ए. मैथिली (स्वर्णपदक प्राप्त) तिलका माँझी भागलपुर विश्वविद्यालय, भागलपुर, बिहार सँ। BET [बिहार पात्रता परीक्षा (NET क समतुल्य) व्याख्याता हेतु उत्तीर्ण, 1995] "मैथिली नाटकक सामाजिक विवर्त्तन" विषय पर पी-एच.डी. वर्ष 2008, तिलका माँ. भा.विश्वविद्यालय, भागलपुर, बिहार सँ। मैथिलीक कतोक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे कविता, कथा, निबंध आदि समय-समय पर प्रकाशित। वर्तमानमे शैक्षिक सलाहकार (मैथिली) राष्ट्रीय अनुवाद मिशन, केन्द्रीय भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर-6 मे कार्यरत।

**जेठ आ पूस**

जेठ

10 हजार टका जमा केनाय रामदीनक लेल पहाड़ तोड़' सन कठिन काज छलैक मुदा ओ बेचारा कओ की सकैत छल? जँ ओहो बुचकुन माँझी जकाँ अपन बेटीकेँ जनम लेतहिं खैनी चटा कए मारि दितै तँ आर गप्प रहितैक। ओ तँ बड़ जतनसँ ओकरा पालि-पोसि पैघ केने रहए से आब ओकर बियाह करबाक लेल दहेज-दानवक क्रूर सपना तँ ओकरा पूरा करहि पड़तैक। ओहो धून केर पक्का लोक निकलल, गामक बीचोबीच बनएवला नव सड़कक लेल ओ हथौड़ा सँ दनादन-दनादन पाथर तोड़ि गिट्टीक ढ़ेर लगौने जा रहल छल। ओ भरि दिनमे तीन-चारि बेर अपन धोतीक गेंठ सँ टका निकालए आ गनए– एक, दू, तीन.....। बस कोनहुँ तरहेँ 3x15 केर एकटा आर ढेरी भ' जाइक तखन तँ.....। लोग सभ कहैक जे रामदीन पागल भ' गेल छैक तखनहि तँ जेठक एहन दुपहरिमे ओ अपना-आपकेँ जरा रहल अछि! मुदा रामदीन ककरहुँ बातक कोनहुँ जबाब नहि दैक, बस मोनहि मोन कहैक–'औ लोकनि! एहि समाजमे जिनका किनकहुँ हमरा सन कुमारि कन्या छनि तिनकासँ पुछऔन्हि जे बेटीक बियाहक लेल जेठक ई दूपहरि केहन शीतलता दैत छैक?'

पूस

हौ दैब, हौ दैब! एकटा बाछीक कारणेँ ओ सभ हमरा बेटीक हत्या क' देलक। रामदीनक घरवाली जोर-जोरसँ अपन छाती पीटैत छलीह। बगलमे ठाढ़ रामदीनक 10 बर्खक बेटा हक्का-बक्का भ' कए ठाढ़ छल। अपन बहिनक हत्यारा सभकेँ सबक सिखएबाक लेल पूसक ओहि सर्द रातिमे ओकर खून खौलैत रहैक।

## सौदागर

सभदिन साँझकेँ ओ अपन दिनभरिक कमाइ केर हिसाब-किताब करैत छल आ भोजन-भातक पश्चात् जखन ओ अपन ओछओन पर जाइत छल तँ एकबेर ई अवश्ये सोचैत छल जे ओकर ई धन्धा अनैतिक छैक, मुदा सभदिन एहि प्रश्नक जवाबो ओकरा एक्कहि रंगक भेटैक– पाइ कमेबाक लेल सभकिछु उचित अछि। ने जानि ओकरा सन प्रतिभावान ओ मेधावी लोक एहन धन्धामे कोना आबि गेल। ओ सुन्नर-सुन्नर युवती लोकनिकेँ टकाक लोभ देखा फँसबैत छल आ शहरक नामी-गिरामी होटलक मालदार ग्राहक धरि पहुँचबैत छल। सभक लेन-देन केलाक पश्चात् ओकर जे कमीशन बनैक ओ राशि लगभग 3,000 सँ 3,500 धरि प्रतिदिन भ' जाइत छलैक। संक्षेपमे ओकर महिनवारी आमदनी लगभग 1 लाखक लगधक पहुँच जाइत छलैक जकर उदाहरणों ओ प्रस्तुत केने छल। पछिले साल ओ अपन एकलौती बहिनकेँ अपन शहर सँ बहुत दूर एकटा महानगरक प्रतिष्ठित इंजीनियरिंग कॉलेजमे जथगर डोनेशन द' कए नाम लिखवा देने छलैक।

आइ साल भरिक पश्चात् ओ अपन बहिन सँ भेंट करबाक लेल ओहि शहर पहुँचल छल। अपना-आपकेँ ओ एकटा बिजनेसमैन बुझैत छल से एहु शहरमे अपन धन्धाक संभावना ताकबाक हेतु ओ निकलि पड़ल। बेस छानबीन केलाक उपरान्त ओकरा एहि शहरक एकटा उच्चस्तरीय वेश्यालय केर पता लागलैक। सौदा तय करबाक क्रममे ओकरा ओतुका दलालसँ कहासुनी भ' गेलैक। दलाल कहैत रहैक– औ जी! अहाँकेँ अपन देहक लेल एकटा देह सैह चाही ने! तखन फेर ओकर चेहरा आ बोलीसँ अहाँकेँ कोन मतलब? जँ मंजूर होअए तँ.....।

ओ एक-एक क' कए सभक गदराओल देहक तजबीज करैत छल। ओहिमे सँ एकटा देह पर ओकर नजरि ठहरिए नहि रहल छलैक.....ओ इशारा केलक.....हे ई.....।

युवतीक चेहरा पर नकाब रहैक। एतबो धरि स्पष्टे छल जे ओ सेहो अपना समक्षक लोककेँ नहि देखि सकैत छलीह आ मुँह तँ किओ खोलिए नहि सकैत छल। कहबाक तात्पर्य जे दुनूक बीच केवल स्पर्शक एहसास हेबाक रहैक। .....सी.....सी..... अलबत्ते ई आबाज दुनूक मूँहसँ एक्कहि सँग बहरेलैक। दुनूक देह आब निष्क्रिय भ' गेल रहैक मुदा दिमागमे बिजुरी चमकैत रहैक। दुनूकेँ एक दोसराक आबाज जानल-पहिचानल लागलैक। अन्तर्द्वन्द्व एतेक बढ़ि गेलैक जे ओ युवती उनटा मुँहें ठाठ भ' कए अपन नकाब उठा एनाक परछाँहमे अपन सौदागरक चेहरा देखिए लेलकैक। क्षणहि भरिमे सौदागर सेहो अपन बहिनकेँ चीन्हि गेल। ने जानि दुनूमे सँ के अपना-आपकेँ पाथरक सदृश कठोर होइत अनुभव केलक!

## गरमी

-बाबूजी, अहाँ हमरा कॉन्वेन्टमे किएक पढ़ा रहल छी?

-किएक तँ हमरा मुन्नाकेँ पढ़ि-लिखि पैघ लोक बनबाक अछि तेँ।

-मुदा सौम्या तँ कहैत छलीह जे ई स्कूल खाली पैघ बापक धिया-पूताक लेल छैक?

-नहि बेटा, हुनका बात पर अहाँ ध्यान नहि दिअ, जँ एहन रहतैक तँ अहाँक नाम फादर लिखतथि? बाजू!

-अपन घरक सोझाँ उतरैत प्रतीक बाजलाह–बाबूजी, बाबूजी, आइ बहुत जोरक शीतलहरी छैक, चलू घरहिमे आराम करब। एहनमे सवारियो तँ नहिए भेटत।

-नहि बेटा, एखन हाट-बजारक समय छैक, दूइयो चारिटा सवारी तँ भेटिए जाएत, अहाँ घर जाउ। हम जँ काज नहि करब तखन हमरा मुन्ना राजाक लेल किताब-कॉपी ओ महग ड्रेस सभ कोना आओत? आ हमरा जाड़ लगितो कहाँ अछि? हम जखन उचकि-उचकि कए रिक्सा चलबैत छी तखन अपनहि देहमे गरमी आबि जाइत अछि।

-अहाँ फूसि बाजि रहल छी बाबूजी, उचकि-उचकि कए रिक्सा चलएलासँ गरमी नहि अबैत छैक, घूस लेलासँ गरमी अबैत छैक। आइ भोरमे सौम्याक माय सेहो बी.डी.ओ. अंकलकेँ ऑफिस जेबासँ मना केने छलीह मुदा ओ कहलनि जे– आइ पच्चीसटा लोककेँ इंदिरा आवासक पाइ भेटबाक छैक, सभसँ हमरा 500 सय टकाक दरसँ घूस भेटएवला अछि, तखन ने मुट्ठी गरम रहत?

-एहिबेर रामदीन बिन किछु बजनहि अपन रिक्सा आगू बढ़ा लेलथि आ मोनहि मोन सोचय लगलाह– हँ बेटा, गरमीएक परिभाषाकेँ बूझबाक लेल तँ हम अहाँ केँ पढ़ा रहल छी।



कामिनी कामायिनी

**अप्पन राज्य**

खल्वाट माथ  व्यथित चित्त  राज सिंहासन सॅ उठि  बेचैन भाव सॅ  इम्हर ओम्हर बूलैत  दूनू हाथ पॉछा बन्हने  ककाजी के फिरीशानी सॅ ओत्तय उपस्थित सब कियो फिरीशान  सब हक ऑखि हुनके मुॅह प' गङल ।कएक घंटा सॅ चलि रहल छल इ घमरथन  मगजमारी  ।कोनो प्रस्ताव प' कखनो कियो बिदकि जाए त' कखनो किनको ऑखि भौं चमकए लागै ।किछु लोक त' विशेष गरमागरमी देखाक' तमैक क' पडाइयो गेल छलाह । क़ि छु के हॅकार प' हकॉर पठाओल जा रहल छलैन्ह  तैयो नै टघरलाह ।

प्रजातंत्रक जादुइर् शक्ति सॅ लैस  ओही प्रकांड विद्वान लोकनिक मध्य पैसिक' अपन ग्रामीण के ननिहरक पा्रेफेसर साहिब उर्फ ककाजी के समस्या किछु सरल करबाक कोरसीस करै लेल नहुॅ नहुॅ बजलहुॅ  'शिक्षा लेल फुद्दी बाबू सवोर्त्तम  बङका

कओलेजक माननीय प्रोफेसऱ कत्तेक रास पोथी सेहो लिख चुकल छथि आ' जनता जनार्दन सँ स्वस्ति सेहो लै आयल छथि़ तखन ।'ओ बूलैत रहला एकदम गुम्म ।हम हुनक पॉछा पॉछा ।किछु काल में कनि झटकि क' ओ बाम कात क' रेशमी परदा बला द्वार खोलि कोठरी में पैसि दरवज्जा बन्न करि लेला ''इ त तौं उचित कहि रहल छ मुदा अहि चुनाव में त' सात सात टा परफेसर जीत क' एलाहैं सबहक अपन अपन डोली खोबी सब क़त्तेको पोथी छपौने छथि आ' सबके इयह विभाग चाही ।तखन ।'

'तखन की ।'

''राम खेलौनक नाम प' ककरो आपत्ति नहिं बूझि पङि रहल छै ।'

''रमखेलौन 'हम अकचकैलियै 'ओ कत्त के प्रोफेसर ।हमरा जनितब त' बी ए कहुना चीट पुरजा सँ पास केने ओहो थर्ड डिविजन स्त्री पत्रिका सरिता गृहशोभा आदि पैढ पैढक' राजनीति के ककहरा जानबाक कोरसिस कएल ।' 'हँ हौ से सब त' शत प्रतिशत सत्य छैक मुदा आयकाल्हि ओकरे सबहक राज्य छै देखहक़ केहेन पैघ बहुमत सँ जीत क' आयल अछि ।दोसऱ बङका जाति जकाँ घमंड सेहो नहिं सबहक मूँह ठोर पकङने रहैत अछि ।'

'फरिछा क' कहु नै जे दशद्वारी छै बरो के माए कनियो के माए़ जत्तए कोउ नृप होहूँ हमें का हानी़ बला खिस्सा छै ओहिठाम ओ घरे घर जा क' सबहक मोन जीत चुकल अछि ।ओना इहो सूचना अछि जे चोरी चपाटी में सेहो ओ विशेष पारंगत कओलेज में पढनाय सँ बेसी ओकर धियान कॉमन रूमक सामान चोरेनाय में छल ओ हो टेनिसक टेबुल एत्ते पैघ समान से धरि गायब करि देने छल ।'

'इ सब गप बाजय बला नहि छै तौं बेवकूफी नै करहक ओ अहि पार्टी के एकटा मजगूत हाथ छै कोनो दलके पूर्ण बहुमत त' छै नै तखन सबके मिला क' गाङी हॉकबा के छै'।'' ''आ' ओ जे सभा मध्य में रूपकुमरि आसन ग्रहण केने बैसल छथि हुनका कोन इन्द्रासन प' बैसेबा के मोन बनौने छियै ।'' हमर इसारा बूझि ककाजी कनी बिहुँसला ।हुनक थाकल झमारल मुख मंडल प' प्रथम बेर सलज्ज भाव सँ ऊर्जा के प्रवेश भेल छल आ' ओ कनी तोतराति कनी हकलाति बजला 'ओत ओ त स्त्री कल्याण विभाग ।'

जखन सब किछु निर्णय लइये चुकल छी त' घोषणा करय में विलंब कियेक़ ।शीघ्र एकटा समस्या त' घटत।'

''हेऽऽऽऽ एना उधियेला सँ बौआ काज नै चलै छै ।कनि थमि जा ऽऽ ।देखहक राजनीति के शतरंजी चालि ।' हुनक मुँहक कोमल भाव द्रुत गति सँ बदलि गेल रहैन्ह आ' कोच सँ उठि पुठि क' कोठरी सँ बहराइत फेर सँ अपन सिंहासैन प' आबि बैसला । ''अपने सब की अथ उथ में पडल छी बजियौ किछु आखिर नब राज्यक गठन भ' रहल छै।''

ककाजीक कठोर अध्यादेश सुनि कंटीर बाबू सोझाँ टेबुल प' राखल बङका टाके कटोरा सँ रसगुल्ला निकालि चम्मसे सँ मुँह में रखला आ' मिचङा मिचङा क' लगला बाजै 'एतेक शीघ्र कोना भ' जेतै इ समाधाऩ कत्तेक सूझबूझ देखबए पङतै जाहि सँ जन प्रतिनिधि असंतुष्ट सेहो नहिं होबैथ आ' एकटा सबल मंत्रि परिषदक गठन सेहो भ' जाए ।' उपस्थित जन अहि प्रस्ताव के बङ प्रशंसा करैत एगारहम बेर रसगुल्ला प' झपटल रहैथ ।

विवादित शिक्षा के एक दिस टरका क' दोसर विषय प' विचार विमर्श प्रारंभ भेल ।दोसर सबसँ जटिल प्रश्न छल स्वास्थ ।इहो शिक्षे जकाँ विवादक शिकार होमए लगलै करीब करीब आठ टा डाक्टऱ एक टा नैचरोपैथ चुनि क' आयल छलाह आ' सब के सब स्वास्थ विभागक लेल कच्छा पहिर मल्ल जुद्व में भिरल ।

आ' राति भरियाति देखि सभा' दोसर दिनक बैसारी के आसरा में अनिर्णित समाप्त करि देल गेल छल ।

सब गोटे के स्वस्थान प्रस्थानक पश्चात हम ककाजी सँ निवेदन करैत कहलयिन्ह 'इ छोट राज्य बना क' भारत सरकार अपन फिरीशानी सुरसा के मुँह जकाँ बढा रहल अछि ।कि अहि सँ राज्यक विकास संभव छैक ।आ' भ्रष्टाचार जङ समूल नष्ट भ' जेतैक ।'

ककाजी टेबुल प'राखल सोनक पनबट्टा उठा ओहि सँ मगही पान क' डबल खिल्ली निकालि कल्ला तर राखैत कनि लटपटाइत स्वर में बजला 'आजुक समय छोट राज्यक डिमांड करै छैक ।' ' स्वतंत्रता सँ पूर्व त' भारत में छोटे राज्यक चलन छलै पाँच सौ पैंसठ राज्य तखन किएक सरदार पटेल के सुदृढ केन्द्र बनब' लेल एकीकरणक मार्ग अख्तियार करए पडलै ।' हमर अहि प्रश्न पर कुरसी के कात में राखल पिकदानी में पीक फेकैत बजला 'सेऽऽऽऽऽत ओकरा पाछाँ दोसर कएक तरहक तर्क छलै आ' ओही समय वएह परम आवश्यकता रहल हेतैक ।'

ककाजी के' राजनीति के बङ गहीङ अनुभव सत्त कही त' ओ चाणक्य छथि ।मुदा समयक निर्दय हाथे थकुचायल कहियौन्ह समय आ' परिस्थिति कहियो संग नहिं देलकैन्ह त' अपन प्रकांड विद्वता आ' सर्जनात्मक क्षमता समाजक समक्ष रखबा में बङ देर लागि गेलैन्ह मुदा प्रजातंत्र में देर अबेर त' होइते रहै छै ।कत्तेको चुनाव निर्दलिए भ' लङल ।पाटी में आबि इ पहिल विजय छलैन्ह ।

तखन शनैः शनैः उमिर सेहो बढैत रहलैन्ह आ' अजोध नेता सबहक पाँति में ओ अग्रगण्य ग्रह नक्षत्र सबटा अनुकूल अहि चुनावक' जीत हुनके नेतृत्वक नाम प' भेल छलैन्ह आने की पहिने सँ मुख्य मंत्री के कुरसी रिजर्व ।

गप्पे गप में राज्यक राजधानी के विषय में चर्च भेलै त' कहलैन्ह जे दङिभंगा के छोङि आर कोन शहरि के डाढ में एतेक दम छै जे राजधानी कहाति ।' 'मुदा शहर त' बङ गंदा छै चारूकात उभचुभ करैत नाला के गंधाति पानि प' जखन सूरूजक कीरन पङै छै त' लगै छै फराक सँ जेना ग्रेनाइट वा मार्बल्सक' टाइल्स लागल होए टावरक चारूकात गंदगी अनकंट्रोल्ड ट्रैफिक़ जतए ततए थूकैत नरगैाना पैलेस के देवार धरि नहि छोङने पानक प्रेमीसब़ ।आ' टीसन देखलियै दरिभंगा के रतुका गाङी सँ जखन आबै छी पटोपट नीचा सँ ऊपर बेंच धरि गुदङी चेथरी चिक्कट ओढने पङल मनुक्ख ।इ सूतनिहार सब के । जेकरा गाङी पकङबा के रहतै से एना निफिकिर भ' क' सूततै एकर समाधान त' हेबाक चाही नै किछु ।' ककाजी अकाश में चमकैत पूर्ण चान दिस तकैत कनि चिंतित स्वर में बजला 'हौऽऽऽ सबटा समस्या के समाधान हेतैक़ शहरक सबटा राह बाटक सौंदर्यीकरण कएल जेतै ।नाला नाली झोँपि झूपि क'ओकर काते कात फूल पौध लगाएल जेतै ।महाराजक सबटा महल के सेहो काया कल्प कएल जेतै ।टीसन के कात में 'गरीब नमाज सबके लेल फराक सँ मोसाफिर खाना बनाओल जेतै अनाथालय वृद्वाश्रम सबटा बनतै ।'

'हँ ककाजी अहि संग ओहिठाम लंगरक सेहो व्यवस्था करबा देबै ।मुदा नियम बना देबै चारि दिन लगातार खेनिहार के जौं ओ अत्यंत वृद्व बीमार वा एकदम अपंग नहिं छथि त' प्रतिदिन दू घंटा श्रमदान अवस्स करए पङतैन्ह ।आ' अहि श्रमदानक तहत स्टेशनक आगू पाछू दूर दूर धरि सफाइर् कराओल जेतै ओहिना अस्पताल सब में भोजनक व्यवस्था करि चारू कात सफाइर् राखल जा सकैत अछि ।इ खेनाय के योजना एकटा सक्षम आ' ठोस कदम हेतै जे कोनो राज्य अपन गरीब जनता लेल निञ्ां प्रारंभ कएने होयत ।'

ककाजी कनि मुँह टेढ करि क' हमर मूर्खता प' मुस्कैत बजला 'हौ तोहर इ यूटोपियन स्कीम लागू करबा में बङ दीक्कत हेतै दरिद्र राज्य छै जहाँ सुनतै लोक कि फोकट में खेनाए भेटैंत छै हजारक स्थान प' पाँच हजार पहुँच जेतै मुदा काज करबा काल त' एको सौ भेट जाए त बङका भाग्य कहबाक चाही ।पाछाँ सँ विरोधी पार्टी टीक पकङने ' वेलफेयर गवर्नमेंट के

मतलब की फंड अहॉ जन लुभावन काज में खरीच देबै ।उपर सॅ बेगार खटनाए के विरोध करबा लेल हजार टा नेता पेट भरिते मातर जनमए लगतै' ।'

'मुदा अहि दिशा में प्रयास त' कएले जा सकैत अछि ।'

''आब देखहक पहिने मंत्रि परिषदक गठन त' मॉ जगदंबा के कृपा सॅ शुभ शुभ संपन्न भ' जाए ।'

'से त' भइये जेतै मुदा चोर बनोर के मंत्री नै बनेबै चाहे जे

किछु भ' जाए ।अपन राज्य बनि रहल छै राजा विदेहक किछु आदर्श त' अवस्से स्थापित करबा के हेतै ।'

'मर्रऽऽऽ जीत क' एलै हैं चोर बनोर आ' मंत्री लेल घरे घरे जाकए ताकू इर्मानदार सत्यवादी राजा हरिश्चन्द ।जखन लोक पंच बनै छै परमेश्वरक गुण आपरूपी आबि जाए छै ।'

'बेस तखन पडोसिया कोडा में किएक नहिं परमेश्वरत्व एलै मॅूह में बकार नै लोक त' कहै छै एत्तेक शुद्व जेना गाय दिमाग में सेहो टनक टन भूस्से भरल ।मुदा चारि हजार करोडक गबन करि केहेन ध्वजा फहरा देलकै ।'

'ओ अविकसित अशिक्षित पिछडल राज्य छै मुदा एत्तय लोक बड शातिर छोटका मोटका गबन भले क' लौथ बडका डकारब बड मोसकिल ।'

'मोसकील कोना ।' बिनु राज्य बनने स्था नीय स्वशासनक नामप' जेकरा जे फुरेलै कइये रहल अछि ।केन्द्र सरकारक योजना सब देख लियौ हम ओहि गाम सबहक नाम नहिं लेब मुदा आंगनबाडी कार्यक्रमक कत्तेक मखौल उडैल जा रहल अछि सएह हाल नरेगा के छै ।'

'शहरि सिखाबे कोतवाली। हौ जखन अंगरेज भारत सॅ विदा होमय लगलै तखन ओकरो एहनेसन अंदेशा होइत छलै गंमार हिन्दुस्तानी बत्तै कत्तो राजकाज होय ।मुदा भेलै की नहिं आब इहो देखिह जे मिथिला के लोक कत्तेक नीक सॅ विदेह राज्यक स्थापना करैत अछि ।'

अहि बेर गहींड सॉस लेबाके बारी हमर छल 'एक टा आदर्श राज्य बनेबा लेल अहॉके समक्ष की ठोसगर प्लान अछि ।'

''ढेर रास प्लेन अछि प्लेनक' कोन कंम्मी पहिल त' राजधानिए के विश्व स्तरक हेरिटेज सिटी जकॉ बनौल जेत्ते ।समस्त गामक पोखरिक उत्थान के संग भसियायल पोखरिक निर्माण महाड सब पक्का कैल जेत्ते लग पासमें इस्कूल जत्त'सॅ लोक वेद पोखरि प' नजरि रखता अंत्योदय कार्यक्रमक तहत बी पी एल बला सबके घरे घर शौचालय बनौल जायत जाहि सॅ ओ सब चारूकात गंदा नै करै सस्ती रोटी के दोकान फेर सॅ खोलल जेतै ।धिया पुत्ता के अनिवार्य शिक्षा अनिवार्य हेतै भोट देनाय संतति उत्पादन प' कंट्रोल खेल कूद सेहो अनिवार्य मोबाइल कोर्ट दरवज्जा प' अदालत ।

माछ के राजकीय चेन्ह त' नहिं बना सकैत छी मुदा माछ आ मखान के उत्पादन में त' पुरकस जोर लगैल जा सकैत अछि पहिने पुरूखक उत्थान ओ आलस तजि कर्मठ बनौथ संगही संग स्त्री शिक्षा के कारगर बनैल जेतै बेरोजगारी हटेबा लेल उद्योग धंधा के बढैल जेतै ।'

प्रचुर परिमाणमे प्रयोग करैत छथि जे पाठकक मर्मकेँ स्पर्श करबामे सहायक होइत अछि। जतेक दूर धरि एकांकी ओ प्रहसनमे भाषा प्रयोगक प्रश्न अछि ओहि परिप्रेक्ष्यमे निर्विवाद रूपेँ जा सकैछ जे लोकोक्तिक प्रयोग करबामे ई महारथ हासिल कयने छथि जे पाठकक ध्यानाकर्षित करैत अछि। प्रहसन ओ एकांकीक भाषाशैली वा संवाद योजना प्रस्तुत करबाक शैली एतेक सक्षम अछि जे नेपथ्यमे कोनो प्रकारक आडम्बर करबाकक प्रयोजन नहि पड़ैछ। रंगमंचक व्यवस्थाक एहन संकेत पात्रक माध्यमे देलनि अछि जे ओकर भूमिकाक नहि निर्माण करैछ। पात्र जखन परस्पर वार्तालाप करैछ तखन अपन मौन, आवेग, स्थिर दृष्टिएँ, कखनो-कखनो हँसि क' कखनो- कखनो बीचमे रूकि क' नाटकीय प्रभाव गम्भीर बना दैत अछि। एहि प्रकारेँ मंचीय सम्भावनासँ परिपूर्ण हिनक प्रहसन ओ एकांकी सामाजिक जीवनक विभिन्न समस्याकेँ जहिना-तहिना प्रस्तुत कयलक अछि।

मिथिलांचलमे प्रचलित मुहावरा ओ लोकोक्तिक प्रयोगमे हिनक काव्य भाषाक संगहि-संग गद्यभाषाक वैशिष्ट्य अछि। हिनक एहि प्रवृत्तिक प्रतिफल प्रहसन ओ एकांकीमे सेहो उपलब्ध होइत अछि जकर किछु बानगीक अवलोकन कयल जा सकैछ यथा पेट काटि क' पोसल पूत सैह कहै फलनामा भूत, परिलागब, दाँत निचोड़ब, हक्कर पेलब, जीक पातर, नङो-चङो करब, मनक मनोरथ मनहि बिलटल, आन करैत आन भेल हो रामा, गाल लगायब, अमार लगायब, बहिरा नाचे अपने तालेँ, कुकुर माछी काटब, रनरनायब फिरब, बडौर लगाएब, भोथहा कलम, सनक सवार, मन लोहछब, गुमाने फाटब, पाँतरमे पड़ब, काछर काटब वंश कुड़हरि, नुड़िऐल फिरब, कन्ही गायकेँ भिन्ने बथान, कटहरमे नेढ़ा लगाएब, भौँडो छुड़ल ओ पेटो नहि भरल, सोनक दोस की सोनारक दोस, पहाड़ ढ़ाहब, छौड़ी सिखाबय बूढ़, दादीकेँ बुड़िसटही, खोप सहित कबुतराय नमः, रड़ धुम्मस करब, दम्म ने दुस्सर खाली बात पकठोस, गप्पीक खरिहान, दूरक ढ़ोल साहओन, पेट छूटल गोनू झाक ढ़ाकी, कनहा नछत्तर, नाक दम ठेकब, यमराजक पित्ती, आँखि गुड़रब, कमला कातक दड़ारि जकाँ मुँह बायब, जीवइ छी ने मरइ छी हुकुर-हुकुर करइ छी, भोकना बिलाड़, सुखि क' टिटही, फिफिआइत रहब, छुहुक्का उड़ब, खगल लोक, डाँर पीठ एक्कठा होयब, हकलिलो भेल फिरब, खगले लोक की ने करय, पेट पहाड़, सुरता लागब, घूड़ घूआँ करब, टटी लागब, लते पत्त दौड़ब, जोगार धरायब, छप्पन छूरी चमकायब, कबुला करब, जित्र पोसब, आँखि फुटब, एक बजा बय सतरह आबे, अकाश ठेकब, साटिधट राखब, लटारहम करब, खेखनियाँ करब, कुर्रकाई करब, ऑटागील करब, उत्तम खेती मध्यम वान, अधम चाकरी भीख निदान, हाथ पकड़ब, सेवा सँ मेवा पायब, कौआ ल' गेल कान, इयादि। एहिसँ स्पष्ट भ' जाइछ जे हिनका भाषापर अद्भूत अधिकार छनि तथा पात्रक मुहे सुनैत देरी दर्शककेँ स्वयं आत्मबोध भ' जाइत छैक।

एकांकी एवं प्रहसनक भाषा अन्य साहित्यिक विधादिक तुलनामे एक पृथक संस्कारसँ संयुक्त अछि। यथार्थक आग्रह कारणेँ ओकरा सामान्य जीवनक बोली वर्णक भाषासँ निकट होयब अनिवार्य अछि। हिनक एकांकी ओ प्रहसन सामान्य भाषाक भीतरहिसँ संचरित संस्कारित भेल अछि। एहि रूपमे एकांकीक वस्तुक लेल तथ्ये नहि करैछ, प्रत्युत सम्पूर्ण रचनातन्त्रक निर्माण सेहो करैछ। वस्तुत: हिनक एकांकी ओ प्रहसनक भाषा सम्पूर्ण सम्प्रेषणक भाषा थिक जाहिमे एक-एक शब्द कहल गेल अछि ओ महत्वपूर्ण नहि महत्वपूर्ण अछि एक समग्र प्रभाव आ ओ जे नहि कहल गेल अछि, जे, ध्वनित-व्यंजित मात्र कयल जाइत अछि। भाषा हिनक व्यक्तित्वमे रचल-बचल छनि जे सामजिक परिवेश, मानिसक चेतना सब मिलि क' हिनक भाषिक प्रतिभाक निर्माण करबयमे सहायक भेल अछि। हिनक सर्जनात्मक बोध, चयन ओ संयोजनक सायास आग्रह सामान्यसँ विशिष्ट बना देलनि अछि।

**गीत :**

अमर मूल रूपेँ कवि छथि तेँ एकांकीमे सेहो स्थल-स्थलपर हिनक काव्य प्रतिभाक प्रस्फुटन भेल छनि जकर प्रतिफल घरैयालूरि, हाकिमक हाकिम एवं श्रमदानमे सेहो हिनक काव्य-प्रतिभासँ पाठक एवं दर्शक परिचित होइत अछि घरैयालूरिमे ढ़ोलक झालिपर गबैत एक मण्डली प्रवेश करैत अछि जकर विषय-वस्तु थिक राष्ट्रपिता महात्मा गाँधी द्वारा देखाओल गेल गृह-उद्योग एवं कुटीर-उद्योग, तकर महत्तापर प्रकाश देल गेल अछि। एहि एकांकीमे प्रयुक्त गीतक महत्त्व मूलस्वर थिक जनसामान्यकेँ एहि दिस आकर्षित करब।

हाकिमक हाकिम वा ननदिओक ननदिमे सहो उक्त परम्पराक पालन कयल गेल अछि, जखन मिडिल स्कूलक प्रागंणमे चेयर मैन साहेब उपस्थित भ' छात्र लोकनिकेँ वार्षिकोत्सवक अवसरपर पारितोषिक देबाक लेल जाइत छथि तखन हुनक स्वागतार्थ स्वागतगानक आयोजन कयल जाइत अछि। श्रमदान एकांकीमे सेहो एहि परम्पराक निर्वाह कयल गेल अछि। स्वयं सेवकक दल कान्हपर कोदारि आ हाथमे छिट्टा ल' कए श्रमक महत्ताकेँ प्रतिदिन करैत मातृभूमि भारत माताक आह्वान करैत छथि जे मानवतापर दानवताक स्पष्ट झाँकी भेटि रहल अछि। एहन विषम स्थितिमे दलितक उद्धारक हेतु एहिसँ उत्तम साधन आ की भ' सकैछ ? श्रमक माध्यमे हमरा सभक उद्धार संभावित अछि। एहिसँ प्रेरित भ' कए गबैया सब मिलि क' देशक निर्माण, अपन भाग्यक निर्माण तथा भावी संतानक भविष्य निर्माणक हेतु कोसीक वन्दना करैत देखल जाइत छथि जाहिमे मातृभमिक कल्याणार्थ क्रान्तिकारी डेग उठबैत विश्व बन्धुत्वक भावनासँ प्रेरित भ' कए अबला-वृद्ध वनिता देशक नव-निर्माणक हेतु सन्नद्ध भ' जाइत छथि जे त्याग तस्पया, आलस्य, भय, आदिक परित्याग क' देशक निर्माणमे लागि जाथि। उपर्युक्त तीनू एकांकी गीतक शब्द-विन्यास संगीत परम्परानुरूप अछि।

**उद्देश्य :**

चन्द्रनाथ मिश्र अमरक जतबे एकांकी ओ प्रहसन प्रकाशमे आलय अछि ओहिमे एकांकीकार मिथिलांचलक परिप्रेक्ष्यमे जाहि सामाजिक समस्यादिकेँ प्रस्तुत कयलनि अछि ओ मात्र मिथिलांचलेक समस्या धरि सीमित नहि अछि, प्रत्युत सम्पूर्ण भारतवर्षक ओहि सामाजिक परिवेशक समस्या थिक जाहि परिवेश मे भारतीय निम्न एवं मध्यवित परिवार गुजर बसर करैत अछि। हमरा जनैत एकांकी ओ प्रहसनक रचनाक पाछाँ एकांकीकारक सर्वाधिक महत्वपूर्ण उद्देश्य रहलनि अछि जे एकरा माध्यमे मिथिलांचक सामाजिक परिवेश पुनर्निर्माणक संगहि-संग समाजमे एक एहन चेतना आनब जाहिसँ जर्जरित समाजक कायाकल्प कैल जा सकइयै। एक सफल शिक्षक होयबाक कारणेँ व्यावहारिक जीवनक अनुभवक आधारपर एक युगद्रष्टा साहित्कार सदृश ओ इएह सन्देश देबाक उपक्रम कयलनि जे शिक्षा जगतमे आमूल परिवर्त्तन, परिवर्द्धन ओ परिमार्जनक प्रयोजन अछि। एहि पृष्ठभूमिमे ओ अपन एकांकी ओ प्रहसनक विषयवस्तुक चयन कयलनि जे व्यावहारिक जीवनमे जनसामान्यक हेतु लाभप्रद सिद्ध भ' सकय।

प्रत्येक व्यक्तिक जीवनक एक सुनिश्चित उद्देश्य होइछ। ओहि ध्येयक प्राप्तिक हेतु व्यक्ति सब किछु तन-मन-धन समर्पित क' दैत अछि। पुस्तक मनुष्यक गुरु एवं मित्रक संगहि सब किछु अछि। ओहिसँ फराक रहि क' मनुष्यकेँ सुखक अनुभूति नहि भ' सकैछ। मृगतृष्णाक पाछाँ-पाछाँ दौड़लासँ मनुष्यकेँ मात्र थकाने होइत छैक। किन्तु पुस्तकमे व्यस्त रहलापर मानसिक समाधान ओ ज्ञानक संगहि सम्मान भेटैछ। अतएव समाजसँ किछु माँगबाक लालसासँ नीक थिक जे अध्ययन- अध्यापनक सत्य दुनिया अपनायब राजमार्ग थिक। चन्द्रनाथ मिश्र अमरक विफुल साहित्य साधनाकेँ देखि प्रतिभाषित होइत अछि जे हिनक साहित्य साधना निशिचत रूपेँ हिनक राजमार्ग छनि जकरा अनुसरण क' कए एतेक अवदान मैथिली साहित्यकेँ श्रीवृद्दि बनयबामे द' पौलनि ओ जाहि सामाजिक परिवेशक प्रश्न एकांकी ओ प्रहसनमे उठौलनि ओ निश्चित रूपेँ मिशिलाक पृष्ठभूमिमे एक अभिशाप थिक।

ब्रहास्थान एक उल्लेखनीय एकांकीक रूपमे पाठकक समक्ष अबैत अछि जाहिमे एकांकीकार निम्नवर्गीय गमैया समाजक प्रतीक रूपमे सुगिया ओ पंचकौड़ीकेँ प्रस्तुत क' कए ई जनयबाक उपक्रम कयलनि अछि जे युग-युगसँ सीदित अछि, पीड़ित अछि, जकरापर अत्याचार तँ अवश्य होइत छैक, किन्तु अपन आक्रोशकेँ गामक मुखिया हरिवंश बाबूपर नहि प्रकट क' कए ब्रह्मस्थानपर प्रकट करैत अछि जे भगवान सेहो शोषक वर्गक संग मिलि क' अत्याचार करबामे सहयोग देबामे कनेको कुंठित नहि होइत छथि। जाहि समाजमे अशिक्षा ओ अन्धश्रद्धाक प्रभाव छैक ओतय गरीब तथा मजदूरक शोषणक परम्परा बनि क' रहि जाइत अछि। ओकर मानसिकता एहन छैक जे ओ ने तँ भगवानक विरोध क' सकैत अछि आ ने शोषक वर्गक प्रतिनिधि बनि क' मूक रहि सकैछ। ओ अन्यायसँ डेरायल अछि तथा ओहिसँ मुक्ति पयबाक आकांक्षी सेहो अछि। एतय संघर्ष दोसर पक्ष सेहो अछि जे मुखिया एहि अन्यायक एक पुर्जा मात्र अछि।

सामाजिक यथार्थ विषयक चयन करबाक पाछाँ चन्द्रनाथ मिश्र अमरक मुख्य उद्देश्य छनि समाज-सुधार तथा जनसामान्यकेँ एहि दिस आकार्षित करब। एकांकीकार समाजक अन्यायपर प्रकाश द' कए जनसामान्यमे चैतन्य उत्पन्न कयलनि अछि। ओना तँ सभ देशक नाटकककार सामाजिक विषयकेँ आधार बना क' कतिपय एकांकी ओ प्रहसनकार रचना कयलनि अछि जे पाठक वा दर्शकक आकृषणक केन्द्र बनल अछि। भारतीय एकांकीकार ओ प्रहसनकार सामाजिक यथार्थक पूर्ण उपयोग कयलनि। प्रस्तुत एकांकीकार सामाजिक विषयक आधार बना क' सुधार करबाक दिशामे प्रयास कयलनि। ओ मिथिलांचलक सामाजिक जीवनमे विस्तृत कुरीतिकेँ देखलनि तथा ओहिपर व्यंग्यात्मकताक शैलीमे प्रहार कयलनि। एकांकीकारक सुधारक वृत्तिक परिणाम स्वरूप समाजक जीवैत-जैत चित्र जनसाधारणक सोझाँ प्रस्तुत भेल तथा नवीन भावनाक विकासक लेल मार्ग प्रशस्त भेल। समाजक परिष्कार भावनासँ प्रेरित भ' कए ओ एकांकी एवं प्रहसनक रचना कयलनि तथा सामाजिक परिवेशक अन्तर्गत वर्गगत बिडम्बनाकेँ नष्ट करबाक अद्देश्यसँ ओ हास्य-व्यंगयकेँ प्रमुख साधन बनौलनि।

संभवतः एहि वास्तविकतासँ अवगत नहि रहलाक कारणेँ डॉ. दुर्गानाथ झा श्रीश (1929-2000) मैथिली साहित्यक इतिहास (1991)मे हिनकापर जे आरोप लगौलनि जे हिनक एकांकी जाहि प्रचार-प्रसारक स्वर अत्यन्त प्रमुख भेलासँ प्रत्येक एकांकी, सरकारी प्रचार साहित्य जकाँ लगैत अछि (पृष्ठ-301)। हमारा दृष्टिएँ दुर्गानाथ झा श्रीशक ई कथन सर्वथा दिग्भ्रमित विचार थिक, कारण साहित्यक प्रमुख उद्देश्य होइछ जे समाजमे घटित भेनिहार घटनाक यथार्थ पाठक ओ दर्शककेँ अवगत करायब, समाजक अभावमे साहित्य महत्वहीन भ' जाइछ। एकांकीकार समाजक यथार्थक चित्रण क' वास्तविकतासँ अवगत करयबाक प्रयास कयलनि जे सर्वथा ग्रहणीय अछि, अनुकरणीय अछि, कारण हुनक एकांकी ओ प्रहसनक विषय-वस्तु समाजोन्मुखी तथा समयक जे माँग छल तकरा परिप्रेक्ष्यमे लिखल गेल अछि।

**नि:सारण :**

चन्द्रनाथ मिश्र अमर अपन प्रहसन ओ एकांकीमे हास्य-व्यंग्यक अवतारणाक लेल विविध पात्र एवं परिस्थिति कथा-वस्तुमे नियोजित कयलनि अछि, कारण हुनक समसायिक सामाजिक परिवेशक अन्तर्गत एही प्रकारक ज्वलन्त समस्या छल जकर ओ अत्यन्त सूक्ष्मताक संग विश्लेषण कयलनि। प्रहसनक कथा अतिरंजित होइत अछि आ प्रहसनक पात्रक विविध क्रियाकलाप सेहो दर्शककेँ हँसबैत अछि। यद्यपि प्रहसन उहपासाम्क होइत अछि तथापि ओहिमे सुधारक भावना सन्निहित रहैत अछि जे हिनक प्रहसनक केन्द्र-विन्दु थिक।

एकांकीमे सामाजिक समस्याक विभिन्न पहलूकेँ ओ प्रभावोत्यादक शैलीमे प्रभावशाली ढंगसँ प्रस्तुत कयलनि अछि।एकांकीकार यथास्थान सहज स्फूर्तिसँ मार्मिक विचारकेँ अभिव्यक्त कयनिहार ग्राम्य भाषाक माध्यमे प्रस्तुत कयलनि। हिनक एकांकी ओ प्रहसनक भाषा तथा ओकरा प्रस्तुत करबाक शैली एतेक सक्षम अछि जे नेपथ्यमे कोनो प्रकारक आयोजनक प्रयोजने नहि पड़ैछ। ई एकांकी ओ प्रहसनमे रंग-व्यवस्थाक एहन संकेत पात्रक माध्यमे देलनि अछि जाहिसँ एकर भूमिका निर्माण स्वयं भ' जाइछ। एक पात्र दोसरा संग वार्तालाप करैत अपन आवेग, मौन एवं स्थिर दृष्टिएँ बीच-बीचमे रूकि क' नाटकीय प्रभावकेँ गम्भीर बना देलनि अछि। एहि प्रकारेँ मंचीय सम्भावनासँ परिपूर्ण हिनक ओ प्रहसनक सामाजिक जीवनक यथार्थताक विभिन्न समस्याकेँ एहि प्रकारेँ रू-ब-रू प्रस्तुत कयलनि अछि जाहिसँ ओ लोकनि बिनु भेने नहि रहि सकैछ। हिनक एकांकी ओ प्रहसनक भाषामे सूक्ष्मता एवं प्रत्यक्षता अछि।

चन्द्रनाथ मिश्र अमर अपन समसामयिक जीवनक दैनिक, आर्थिक सामाजिक समस्याकेँ विचार प्रधान ढंगसँ सोझरयबाक प्रयास कयलनि। ओ काल्पनिक जीवनसँ हरि क' यथार्थक सहरजमीनपर अयलाह। कथानक, पात्र, चरित्र चित्रण, भाषा, वेशभूषा, सभमे यथार्थताक प्रति अभिरुचि हिनक एकांकी ओ प्रहसनक विशिष्टता अछि। यथार्थवादी प्रगतिशील समस्याकेँ ओ एकांकी एवं प्रहसनमे स्थान देलनि। ई नाटकीय भाषाक संस्कार कयलनि, नव भावक संजीविनी ओकरा देलनि एवं कलाक विभिन्न रूपमे सार्थक प्रयोग कयलनि तथा वर्त्तमान मैथिली गद्यकेँ दिशा देलनि। हिनक एकांकी ओ प्रहसनमे रस-निष्पत्ति स्वयं होइत अछि। विशेषत: हास्य-व्यँग्यक ई मैथिलीमे सिद्धस्त लेखक छथि जकर प्रतिरूप हिनक समग्र साहित्यमे उपलब्ध होइत अछि। हिनक एकांकी ओ प्रहसन आभिनयोपयोगी अछि जकरा प्रस्तुत करबाक हेतु कोनो तामझामक आयोजनक प्रयोजन नहि पड़ैछ। हिनक एकांकी-प्रहसन जहिना पठनीय अछि तहिना अभिनीय सेहो। एहि प्रकारेँ हिनक एकांकी-प्रहसनक माध्यमे मिथिलांचलक सामाजक समस्त सामाजिक जीवनक झलक भटैत अछि जे विविध रूपमे प्रत्यक्षीकरण भ' जाइत अछि।



सुजीत कुमार झा

थाल माटिक पावनि

मिथिलाञ्चल पावनि तिहारक हिसाव सँ धनी क्षेत्र मानल जाइत अछि । कोनो महिना एहन नहि होइत अछि जइमे प्रमुख पावनि सभ नहि हुए । फेर लोक ओतवे उत्साहकेँ संग मनबैत अछि ।



अहिक्रममे थाल माटिक पावनि किछुए दिन पूर्व मिथिलाञ्चलमे सम्पन्न भेल अछि । जुडशीतल पावनिकेँ रुपमे मनाओल जायबला पावनिमे एक दोसरकेँ थाल माटि लगाओल गेल ।

होरी पावनिमे जेना एक दोसरके रङ्गअविर लगाओल जाइत अछि , तहिना जुडशीतलमे थालमाटि लगाओल जाइत अछि ।

जनकपुरमे विशेष आकर्षण

थाल माटिक पावनि मिथिलाञ्चलक हरेक स्थान पर ओतवे उत्साह के सँग मनाओल जाइत अछि । मुदा मिथिलाक राजधानी जनकपुरमे किछ विशेषे देखल गेल । जनकपुरक समाजिक क्षेत्रमे लम्बा समयसँ काज करैत आएल राम युवा कमिटी आ रामजानकी युवा कमिटी अलग अलग स्थान पर थाल माटिक उत्सव मनौलक । ओ उत्सवमे सैयकडो व्यक्तिक सहभागिता छल । राम युवा कमिटी जनकपुरक अध्यक्ष सोहन ठाकुर कहलन्हि – जुडशीतल जाहि उत्साहके सँग पहिले मनाओल जाइत छल ओहिमे किछ वर्ष सँ कमी बुझा रहल छल ।

ओ कमी दुर करबाक लेल उत्वसके रुपमे जुडशीतल मनेलौ ।




उत्सवक बाद पुरे जनकपुर थाल माटि सँ भरि गेल छल । संचारकर्मी रामअशीष यादव कहलन्हि 'बहुत दिनक बाद जुडशीतलक अनुभव अहिवेर भेल ।'

गाममे सेहो

गाममे कोनो उत्सव हुए वा सत्यनारायण भगवानक पूजा एकटा अलग होइत अछि । लोकके कसि कऽ सहभागिता रहैत अछि । फेर थाल माटिक बात करी तऽ गाममे अहिरुप सँ थालमाटि खेलल जाइत अछि की कतेको दिन तक गाममे थाले माटि नहि रहैत अछि । धनुषा जिल्लाक गंगुलीक गुड्डु गंगुली कहैत छथि – 'गंगुली गाममे थालमाटि खेलबाक लेल बाहर कमायबला युवासभ जुमि जाइत छी । पावनि सेहो मनालैत छी आ युवा सभ बीच भेटघाट सेहो भऽ जाइत अछि ।'

मैथिली रङ्गमञ्चक कलाकार सेहो रहल गंगुली होरी सँ कम मज्जा जुडशीतलमे सेहो नहि होइत अछि दावी कएलन्हि ।

किछ विकृती सेहो

होरीमे जहिना जिनका पेलौ रङ्ग अविर लगा देलौ तहिना अहु पावनिमे कतौ कतौ देखल गेल । सडक पर चलयबला बाट बटोही सभके सेहो थालमाटि सँ भिजा देल जाइत अछि । जनकपुर मे सेहो कतेको ठाम लोकके थाल माटि सँ पोतल गेल छल । साहित्यकार डा. रेवती रमण लाल कहैत छथि 'पावनिके बढिया बनाबयकँ लेल विकृती सभकँ समाप्त करय परत । ओ अहिमे युवा सभकँ आगा आगबयकँ सल्लाह दैत छथि ।

जनकपुर अञ्चल अस्पतालक स्कीन विभागक चिकित्सक डा. रामचरित्र साहक अनुसार चिकनी माटि स्वास्थ्यक लेल खराब नहि होइत अछि मुदा नालाक पानि राखि देल जाइत अछि ओ लोकके लम्बा समयधरि परेशान कऽ सकैत अछि । अहिके लेल बचब आवश्यक अछि ।

जगदीश प्रसाद मंडल

जीवन संर्घष- 3

नीन टुटितहि ओछाइनेपर दुखनीक मनमे उपकल आइये दीयोबाती छी आ काली-पूजाक मेलो गाममे हएत। ऐना कऽ बेटी श्यामाकेँ समाद देने छेलियै जे एक दिन पहिनहि धीया-पूताकेँ नेने अविहेँ, से कहाँ आइलि। ओहो बेचारी की करत? अन्न-पानि घरमे हेतै मुदा, तीनू तूर जे मेला देखत तइ लए तँ दसो-बीच रूपैया खर्च हेबे करतै। जँ कहीं अपना हाथ-मुट्ठीमे नइ होइ तेकरो इन्जाम ने करए पड़तै। भऽ सकैए जे तेकर ओरियान नइ भेल होय। हँ, हँ, भरिसक सएह भेल हेतै। ओना आइ भरि अबैक समए छै, बेरो धरि ऐवे करत। खाइले चाउर आ देखैले रूपैया नेने औत मुदा, जरना तँ नै आनत। अखन धरि हमहूँ तँ जरनाक कोनो ओरियान नहिये केलौंहेँ। आब कहिया करब? भने मन पड़ि गेल। सोचने छेलौं जे श्याम आउत तँ घर-अंगनाक काज सम्हारि देत सेहो नहिये भेल। भरिये दिनमे की सभ करब। घरो छछाड़ै लए अछि, ओलतियो ओहिना पड़ल अछि। कन्ना असकरे एते काज सम्हरत? ओलतीमे माटि भरब, कि घर छछाड़ब आिक जरना आनव। काज देखि अबूह लगि गेलइ। असकताइत मने विछानसँ उठि ओलती देखलक। मुदा रौदियाह समए रहने माटि देव जरूरी नहि वुझि पड़लै। काज हल्लुक होइत देखि मनमे खुशी एलै। ओलतियेमे ठाढ़ भऽ ओसार हियासलक। कतौ चुबाट नहि देखि सोचलक जे छछाड़वो जरूरी नहिये अछि। बाढ़निसँ झोल-झाड़ झाड़ि देवै। आरो मन हल्लुक भेलै। मन हल्लुक होइते बाढ़नि लऽ घरो-ओसारक झोल-झार झाड़ि, अंगनो बहारलक। बाढ़नि रखि घैला नेने कलपर गेल। छउरेसँ मुँह धोइ-कुड़ड़ा कऽ घैल भरने आंगन आइलि। पानि पीबि तमाकुल निकालि सोचलक जे एक जूम खाइयो लेब आ दू जूम बान्हि कऽ बाधो नेने जाएव। सएह केलक।

ओनो दुखनी पहिने तमाकुल नहि खाति छलि, हुक्का पीबैत छलि। मुदा जहियासँ लबहदक मिल बन्न भेल तहियासँ छुआ भेटवे बन्न भऽ गेल। जहिसँ पीनी महग भऽ गेल। घर बन्न कऽ कान्हपर लग्गी नेने मारन बाध विदा भेलि। बाधक अधा भाग निच्चाँ

दिस खेती होइत बाँकी उपर दिस गाछिये कलम अछि। बड़बढ़िया आमक गाछक निच्चाँमे ठाढ़ि भऽ सुखल ठौहरी सभ हियासए लागलि। रौदियाह समए रहने मनसम्फे जारन देखलक। जारन देखि मन चपचपा गेलइ। आँचरक खूँट खोलि तमाकुल निकालि एक चुटकी मुँहमे लेलक आ फेरि बान्हि लेलक। तमाकुल मुँहमे लइते मन पड़लै जे उक बनबै लए खढ़ कहाँ अछि। आन साल लोक आसीन-कातिकमे खढ़होरि कटबै छलए ओइमे सँ दू मुट्ठी रखि लइ छेलौं। जइसँ सालो भरि बाढ़नियो भऽ जाइ छलए आ उको बना लेइ छेलौं। मुदा जेहन बाढ़नि चड़िकाटूक होइए तेहन राड़ीक थोड़े होइए। हारल नटुआ की करत? तते ने लोक बकरी पोसि नेने अछि जे कतौ एकोटा चड़िकाँटू रहए दैत अछि। तहूमे तेहन रौदियाह समए भेल जे घसवाह सभ चोरा-चोरा घासेमे काटि खरहोरियो उपटा देलक। कथीक उको बनाएब? उक नै हएत तँ पावनि कोना हएत। गाम कि कोनो शहर-बजार छियै जे ने लोक घरमे सीर-पाट रखैए आ ने उक फेड़ैए। सोझे छुड़छुड़ी-फटक्कासँ पावनि करैए। नजरि खिरा खढ़ भजिअवए लागलि। भजिअवैत गंगवापर नजरि गेलइ। बुद्‌बुदाइल- "त: अनेने एते मन औनाइ छलए। घरे लग पोखरिक महारपर खढ़क जाक लगौने अछि। ओहीमे सँ लऽ आनब। मुँहमे खैनी घुलितहि थूक फेकलक। खढ़क ओरियान देखि मन सनठीपर गेलइ। बिना सनठिये उक कन्ना बनाएब? मनमे खौंझ उठलै। खौंझा कऽ बाजए लागलि- "सभ खेतबला पटुआ उपजौनाइ छोड़ि देलक। आब अपनो उक बना लिअ। हमसब तँ सहजे गरीब छी अपना खेत-पथार नै अछि। मुदा खेतोबला उक फेड़ि लिअ। माल-जालकेँ ठेका-गरदामी बना लिअ। आनह आब बजारसँ कीनि कऽ प्लास्टिकक डोरी। अपने मालकेँ डोरीक रगड़ा लगतै, चमड़ी उड़तै माछी असाइ देतै, घा हेतै, मरतै। तखन बुझत जे पटुआ नै उपजेने केहन भेल।" बजैत-बजैत दुखनीक तामस कमल। बिनु सनठिये जँ उक बनाइयो लेब तँ भोरमे सूप कथी लऽ कऽ बजाएब। लछमी दिन छी जँ सूप बजा दरिदराकेँ नै भगाएब तँ ओ किन्हुँ भागत। अपने गप-सप्प करै लागलि- "कोनो की हमरेटा सेठी नै हएत कि गामेमे ककरो नै हेतै?"

"अनका भेने हमरा की? कियो अपन दरिदरा भगौत आिक दोसराक?"

"जँ कोनो जोगार कऽ सभ संठीक ओरियान कऽ लेत आ हमरा नै हएत तखन तँ सबहक भागि जेतै आ हमरे रहि जाएत।"

दुनू हाथ माथपर लऽ संठीक चिन्तामे दुखनी डूबि गेल। रसे-रसे हूब टूटए लगलै। मन औनाए लगलै। जहिना कोनो भारी चीज आंगुरपर पड़ि गेलासँ छटपटाइत तहिना संठीक सोगसँ मन छटपटाए लगलै। तरे-तर नजरि गाममे टहलबए लागलि। एक बेरि टहला कऽ देखलक तँ कतौ नहि संठी अभरलै। फेरि दोहरा कऽ टहलबए लागलि। फेरि नहि कतौ अभरलै। मन कहै जे बिनु संठिये उक अशुद्ध हएत। अशुद्ध उक गोसाँइक आगूमे कन्ना फेड़ब। ओहो की बुझताह। फेरि मनमे भेलै गरीब लोककेँ एहिना सभ चीजक खगता रहै छै मुदा, कहुना तँ जीवियै लइए। देवतो-पितरकेँ बुत्ता नै छनि जे अपनो पावनि-तिहारक ओिरयान करताह। संठी ताकब छोड़ि डिहवार स्थानक भागवत मन पड़लै। भागवत मनमे अवितहि महाभारतक कृष्णकेँ कुरूक्षेत्रमे शंख फूकैत देखलक। मुदा जखन व्यासजी अर्थ बुझवए लगलथिन कि तहि काल खैनी खाइक मन भेलइ। आँचरक खूँटसँ खैनी निकालि चुनवए लागलि। अर्थ सुनबे ने केलक। भागवतक कम्मे बात रहै मनसँ निकलि गेलै। फेरि संठियेपर मन आिब गेलइ। पटुआक संठीक बदला चन्नी आ सनैपर नजरि पहुँचलै। सनै आ चन्नीपर नजरि पहुँचतहि मने-मन अपसोच करै लगल जे अनेरे गिरहत सभकेँ दुसलियै। पटुआक खेती तँ बेपारी सबहक दुआरे छोड़लक। मेहनतो आ लगतो लगा उपजबैत छलै आ बेपारी सभ गरदनि कट्टी कऽ लैत छलै। नीक केलक जे पटुआ उपजौनाइ छोड़ि देलक। अपना जते डोरी-पगहाक काज होइ छै ओ तँ सनइयो आ चन्नियोसँ कइये लैत अछि। मुदा बेपारियो सभकेँ भाभन्स कहाँ भेलै। जहिना गिरहतक गरदनि काटि धन ढेरिऔलक तहिना प्लास्टिक आिब सभटा खा गेलइ। बड़का-बड़का करखन्ना सभ ओहिना ढ़न-ढ़न करै छै। चन्नी मन पड़ितहि दुखनीक मनमे खुशी उपकल। खूँटसँ तमाकुल निकालि-मुँहमे लेलक। पटुओ संठीसँ मोट-मोट संठी चन्नीक होइ छै। सूपो बजबैमे नीक हएत। खूब जोरसँ बजाएब जे दोसरे दिन दिरदरा पड़ा जाएत। चन्नी मन पड़ितहि घुरनापर नजरि गेलइ। बान्हे कात खेतमे ओकरा खूब चन्नी भेलि छलै। सोनो सुन्दर मुदा, पटुआक सोन जेकाँ सक्कत नइ होइ छै। खैर जे हौ काज तँ सम्हैर जाइ छै। घुरनाक घरवाली अछियो बड़ आवेशी। जखने कहवै तखने बेसिये कए कऽ देत। जेललबा बौहू धौंछ थोड़े अछि जे सोझोक वस्तु लाथ कऽ लेत। अनकर चीज लइ बेरिमे धौंछीक मुँह केहेन मीठ भऽ जाइ छै जना मुँहसँ मौध चुवैत होय। भगवान करौ जे सभ चीज बिला जाइ। तामसपर दुखनी सरापि तँ देलक मुदा, लगले अफसोच करए लागलि जे अनेरे किअए सरापि देलियै। कहुना भेलौं तँ माइये-पितिआइन भेलौं कि ने? माइये-बापक सराप ने धीया-पूताकेँ पड़ै छै। जेहेन चालि रहतै तेहेन फल अपने हेतै। बीस बर्खसँ कहियो

थूको फेकए गेलियै। अपना आिगये-पानिये निमहै छी। आगि-पानिपर नजरि अबितहि बेटी श्यामा मन पड़लै। ऐना कऽ समाद देने छेलियै जे एक दिन पहिने चलि अबिहें। अनका जेकाँ कि तूँ असकरे छैं। हाथी सनक सासु छेथुन तखन तोरा घरक कोन चिन्ता छौ। फेरि मनमे उठलै लछमी पावनि छी की ने। सभ ने अपना-अपना घरमे पूजा करत। भरिसक तही दुआरे नइ आइलि। तमाकुल खाइक मन भेलै। अँचराक खूँट खोलि तमाकुल देखलक तँ एक्के जूम बुझि पड़ल। एक्के जूम देखि सोचलक जे एकरे दू जूम बना लेब। मुदा टूटल दाँतक गहमे तँ हराइले रहत। एक्के जूम बना मुँहमे लेलक। तमाकुल लइते बेटपर मन गेलै। बेटा मन पड़ते दुखनी सोचए लगलि जे सालो भरि परदेशमे नइ रहत तँ कमाएत कतए? अंदाजे मनमे एलै जे चारि-पाँच मास गेना भेल हेतै। मुदा चारि-पाँच मास झुझुआन बुझि पड़लै। फेरि मन पाड़ि हिसाव जोड़ए लागलि। ठेकना कऽ मन पाड़लक जे आसीनमे गेल रहै। हँ, हँ आसिने रहै। खानि-पीनि चलैत रहै। हमहूँ पोखरिमे तेल-खैर चढ़ा कऽ आइल रही। अखैन कातिक छी। ऍं, तब तँ बरखोसँ बेसी भऽ गेलै। ओह नै, पैछला आसीन नै छी किऐक तँ ओकरा गेलापर नाइतक जनम भेल। ओहो छौँड़ा दौड़ैए। कहुना-कहुना दू बर्ख भेल हेतै। आंगुरपर हिसाब जोड़ै लगल। दू बर्ख आ एक बर्ख तीन बर्ख ने भेल। तीन बर्ख मनमे अबिते चौंकि गेल। ने एकोटा पाइ पठौलक आ ने एको बेर आएल। मनमे खुशी उपकलै। छौँड़ा फुटि कऽ जुआन भऽ गेल हएत। कोनो कि खाइ-पीबैक दुख हेतइ। आब तँ चिन्हलो ने जाएत। दाढ़ी-मोछ सेहो भऽ गेल हेतै। आओत तँ बिआहो कइये देवइ। असकरे नीक नइ लगैए। बिनु धिया-पूताक अंगना कोनो अंगना छी। लोके ने लछमी छी। मगन भऽ दुखनी आँखि बन्न कऽ फड़ल-फुलाएल परिवार देखए लगलीह। जहिना पोखरिमे नावपर चढ़ि झिलहोरि खेला उतड़ि कऽ महारपर अबैत तहिना दुखनियोकेँ भेलि। तकितहि विचार बदलि गेलनि। मनमे उठलै जे जँ कहीं छौँड़ा ओनै वियाह-तियाह कऽ नेने हुअए आ गाम नै आबै तखन की करब। गामोमे तँ कते गोरेकेँ देखबे केलियैहँ। अखन धरिक खुशीक मनमे एकाएक पानि पड़ि गेलै। निराश मने सोचए लगलि जे जुगे-जमाना तेहेन भऽ गेल जे केकरा के की कहतै। आब ककरो बेटा-बेटी थोड़े पाँजमे रहै छै। जेकरा जे मन फूड़ै छै से करैए। छौँड़ा सभ जहाँ बौहू देखलक कि माए-बाप बिसरि जाइए। मने उनटि जाइ छै। आँखिमे नोर ढबढ़बा गेलै। आँचरसँ नोर पाछलक। नोर पोछितहि मनमे उठलै जाबे पैरूख अछि ताबे तक ने ककरो पमौजी केलियै आ ने करबै। जइ दिन पैरूख घटि जाएत तइ दिन बुझल जेतइ। जिनगियो तँ तहिना अछि। कोनो कि ठीक अछि जे पैरूख घटलेपर मरब। पहिनहुँ मरि सकै छी तइले सोगे की करब। बेटा जँ उड़हड़िये जाएत तँ उड़हरि जौ। बेटापर सँ नजरि हटि बेटीपर गेलै। बेटीपर नजरि परितहि मनमे आशाक उदय भेलै। आशा जगितहि मुँहमे हँसी एलै। सात घर दुश्मनोकेँ भगवान हमरा सन बेटी देथुन। साक्षात् लछमी छी। अपने फेरल नुआ किअए ने दिअए मुदा, कहियो ओढ़ैसँ पहिरए धरि वस्त्रक दुख अखैन तक भेलिहैँ। ओकरे परसादे तीनटा कम्मल घरोमे अछि। जमाइयो तेहने छथि जे अपने माथपर उठाकेँ अन्नो-पानि दइये जाइत छथि। आशा जगितहि दुखनी जारन तोड़ए उठल।

आँखि उठा गाछमे सुखल ठौहरी हियासए लगलीह। रौदियाह समए भेने मनसम्फे सुखल ठौहरी गाछमे। जारन देखि मन खुशीसँ नाचि उठलै। मनमे गामक सुख नचए लगलै। अखनो गाम गामे छी। शहर बजारमे तँ लोक जरना कीनैत-कीनैत तबाह रहैए। मन पड़लै सिंहेश्वर स्थानक मेला। एक्के साँझ भानस केलहुँ तहिमे दस रूपैया जरनेमे लगि गेल। ई तँ गुन रहए जे सात-आठ गोरे रही जे सवे रूपैया हिस्सा लागल। नइ तँ सवा रूपैयाक जरना चुल्हिये पजारैमे लगि जाइत। एक सूरे दुखनी दूटा गाछमे लग्गीसँ ठौहरी तोड़लक। जारन देखि अबूह लगि गेलै जे कहुना-कहुना तँ पाँच बोझसँ बेसिये भऽ जाएत। उगहौ पड़त ने। घरो कि कोनो लगमे अछि। पाँच बेरि उघैत-उघैत दुपहर भऽ जाएत। मुदा भीड़ो हएत तँ कहुना-कहुना पनरह दिन निचेनो रहब। फेरि मनमे उठलै जे जँ कीहीं अइ बीचमे श्यामा आिब गेल हएत तँ अंगने-अंगने खोज-पुछाड़ि करैत बौआइत हएत। मुदा छोड़ियो कऽ कन्ना जाएव। सभटा लोक लइये जाएत। से नइ तँ सभटाकेँ बोझ बान्हि लइ छी आ एकटा लऽ कऽ जाएव। देखियो सुनि लेबइ। जँ नइ आइलि हएत तँ सभटा उघिये लेब। ओना जँ आइलि हएत तँ कि ओहो मानत। दुनू माए-बेटी दुइये बेरिमे उघि लेब। मन असथिर होइतहि तमाकुल खाइक मन भेलै। आँचरक खूँटपर नजरि पड़तहि मन पड़लै जे तमाकुल तँ तखने सठि गेल। मुदा पथार लागल जारन देखि मनमे एलै जे पावनिक दिन छी। वेसी अंहोस-मंहोस करब तँ सभ काज दुरि भऽ जाएत। अंगनोमे मारिते रास काज अछि। जारन बिछैले उठल। गाछक चारू भाग नजरि देलक तँ बीचमे एकटा घोरनक छत्ता सेहो खसल देखलक। छत्तासँ निकलि-निकलि घोरन पसरि गेल। पाँखिबला धोरन देखि दुखनी डरा गेल। बापरे ई तँ डकूबा घोरन छी दुइयेटा काटत तँ पराने लऽ लेत। मुदा छोड़ियो कन्ना देवइ। से नइ तँ लग्गियेपर उठा कातमे फेकि जारन बीछब। मुदा छोटका सभ तँ सौँसे पसरि गेल अछि। छोड़ियो कन्ना देवइ। जीबठ बान्हि छत्ताकेँ कातमे फेकि जारन बीछए लगलि। फेरि मनमे एलै जे ठौहरियो तँ दू रंगक अछि। मोटको अछि आ पतरको अछि। से नइ तँ दुनूकेँ फुटा-फुटा रखि बोझ बान्हब। सएह करए लगल। ठौहरी बीछिते

रहै कि मन पड़लै, हाय रे बा बान्हब कथीपर। जुना तँ अछिये नहि। अगदिगमे पड़ि गेल। पहिने जे से मन पड़ैत तँ अंगनेसँ जुन्नो नेने अबितौं मुदा, सेहो ने मन रहल। छोड़ि देबइ तँ सभटा आने लऽ जाएत। एते बेरि उठि गेल किछु खेनौ ने छी। मुदा जारन देखि मनमे खुशी होय जे कहुना-कहुना एक पनरहिया तँ चलबे करत। जँ दू-चारि दिन आरो तोड़ि लेब तँ भरि जाड़क ओरियान भऽ जाएत। आँखि उठा घसबाहिनी सभ दिस तकलक जे कियो भेटत तँ ओकरे हाँसू लऽ कड़चिये नइ तँ राड़िये काटि जुन्ना बना लेब। मुदा सेहो नै ककरो देखै छियै। हिया-हिया करजान दिस विदा भेल। मुदा ओहो केराक सुखल डपोर तँ बिना हँसुए काटल नहि हएत। करजान पहुँचते देखलक जे करजानबला केरा घौड़ काटि भालरि आ थम्होकेँ काटि छोड़ि देने अछि। जुन्ना देखि मनमे खुशी भेलइ। पान-सातटा जुन्ना लऽ आबि बोझ बन्हलक। पाँच बोझ। चारू बोझ गाछे लग छोड़ि एकटा नेने आंगन आइलि।

आंगन आबि सोचए लगलि जे किछु बना कऽ खा लइ छी। फेरि मनमे भेले जे जखने आंगनक काजमे ओझड़ाएव तखने जारन बाधेमे रहि जाएत। तत्-मत् करैत पानि पीलक। घरसँ तमाकुल निकालि चुनबैत विदा भेल। पाँचो बोझ उघि लेलक। काठी जेकाँ डाँड़ो आ गरदनियो तानि देलकै। देहो-हाथमे दर्द हुअए लगलै। हाथो-पएर नहि धोय ओसारेपर भुँइयेमे ओंघरा गेलि। थाकल-ठहिआइल देह ओंघराइत निन्न पड़ि गेल।

बेरि टगि गेल। घरक छाहरि अंगनामे दू हाथ ससरि गेल। डेड़ियापर सँ जोगिनदर सोर पाड़ए लगल- ''काकी, काकी।''

दुखनीक निन्न टुटल। डेढ़ियापर सँ ससरि जोगिनदर आंगन गेल तँ देखलक जे भुँइयेमे निन्न भेरि सुतल अछि। फेरि बाजल- ''काकी, काकी।''

ठाढ़ भेलि जोगिनदरक मनमे उठल जे हमहूँ तँ पाइयेबला अइठीन रहलौं मुदा, सभ सुख-सुविधा रहितो ओकरा सभकेँ ऐहन निन्न कहाँ होइ छै। देखै छी जे पेट खपटा जेकाँ खलपट छै, भरिसक खेवो केने अछि कि नहि। तहूमे पाएरो धुराइले देखै छियै भरिसक कतौसँ काज कए कऽ आइलि अछि। अखन जे घरक सभ कुछ उठा कियो लऽ जाय तँ बुझवो ने करत। एकरा सबहक कोन दुनियाँ छै। जहिना चीनीक कीड़ाकेँ मिरचाइमे दऽ देल जाए तँ ओ मरि जाएत। जे स्वभाविके छैक। मुदा कि मिरचाइक कीड़ा चीनीमे जीबि सकत। विचित्र स्थिति जोगिनदरक मनमे उठि गेल। मुदा काजक धुमसाही, विचारक दुनियाँसँ खींचि, ओकरा हड़वड़ा देलक। फेरि काकी, काकीक आवाज देलक। मुदा निन्न नहि टुटल देखि कपड़ाकेँ ओसारेपर रखि दुखनीक घुट्ठी दाबए लगल। घुट्ठी दबितहि दुखनीक निन्न टूटल। आँखि मुननहि बाजलि- ''अयँ गे सामा (श्यामा) काल्हि किअए ने ऐलै?''

दुखनीक अवाज सुनि जोगिनदरक मनमे भेल जे भरिसक काकी सपनाइए। घुट्ठीकेँ हिलबैत बाजल- ''काकी, काकी....।''

आँखि खोलि दुखनी उठि कऽ बैसि गेल। हाफी कऽ जोगिनदर दिस तकलक। मुदा किछु बाजलि नहि। मोटरी खोलि जोगिनदर जोड़ भरि साड़ी, साया, एकटा आंगीक संग दसटा दसटकही आगूमे रखि बाजल- ''अखैन धरि काकी अहाँ नहेबो ने केलहुँहेँ।''

जहिना आम बीछिनिहार गाछक निच्चाँमे खसल आम देखि उजगुजा जाइत तहिना दुखनी उजगुजा गेलि। बाजलि- ''बौआ, जारनि नइ छलै वएह तोड़ए भिनसरे चलि गेलौं। ओकरे सम्हारैत-सम्हारैत दुपहर भऽ गेल। किछु खेबो ने केने छी। अराम करए लगलौं कि आँख लगि गेल।''

दुखनीक बात सुनि जोगेनदर बाजल- ''काकी, अखैन अगुताइल छी तँ नै अँटकब। पूजा उसरला बाद निचेनसँ आिब आरो गप्पो करब आ कोनो कारोबार करैले मदति सेहो कऽ देब। अखैन मेला देखैले कपड़ो आ रूपैइयो देलौंहेँ। जाइ छी।''

जोगिनदर उठि कऽ विदा भऽ गेल। मने-मन दुखनी हिसाब जोड़ए लागलि जे अधा रूपैया कऽ चाउर कीनि लेब आ अधा हाथ-मुट्ठीमे रखि लेब। मेला-ढेलाक समए छी कखैन कोना भूर फूटि जाइत। फेरि मनमे एलै जे श्यामो तँ अबिते हएत। ओहो चाउर अनबे करत। जखन अनदिनो नेने अबैए, अखन तँ सहजे पाबैनिये छी। दुनू नाइत-नातिन सेहो ऐबे करत। ओकरो हाथकेँ

दू-चारि रूपैया नइ देवइ से केहन हएत। हम कतबो गरीब किअए ने छी मुदा, नानी तँ छियै। साड़ी खोलि दुखनी देखए लागलि। साड़ी देखि बुदबुदाइल- ''ऐहेन साड़ीक कोन काज अछि। कोनो कि नव-नौतारि छी जे ऐहेन छपुआ पहिरब। अइसँ नीक तँ तीन काजू मरकीन दैत जे कतबो मारि-धुसि कऽ पहिरतौं तइओ साल भरि चलबे करैत। सायाक कोन अछि। सायाक कोन काज अछि। आब तँ सहजहि बुढ़ि भेलौं। जहिया जुआन छलौं तहियो तँ डेढ़िये पहिरैत छलौं। कोनो कि मंगै लए गेल छेलियै, मुदा जखैन घर पैसि दऽ गेल तखैन तँ जे देलक सएह नीक। बेटी ऐबे करत ओकरे पुरना लऽ लेब आ ई दऽ देबै।''

साड़ी-साया, आंगी समेटि कऽ रखि दुखनी रूपैया गनए लागलि। फेर बुदबुदाइल- ''सभटा दस टकहिये छी। दसटा अछि। दसटा दसटकही काए बीस भेल। दू-दू टा कऽ फुटा-फुटा रखि गनलक। पाँच बीस भेल। मनमे खुशी एलै। फेर लगले मनमे एलै जे आइ पावनिक दिन छी अखन धरि खेलौंहेँ कहाँ। सभ दिन खैहह पाबनि दिन ललैहह। मुदा भिनसरसँ तँ गाछिये-बिरछीमे रहलहुँ। सारा-गाड़ा नंघलौं। बिना नहेने कोना भानस करब? सूर्य दिस तकलक। माथसँ निच्चाँ देखि सोचलक आइ उपासे कऽ लेब। जाबे नहा कऽ भानस करए लगब ताबे तँ साँझे पड़ि जाएत। साँझमे लछमी पूजा करब कि अपने खाए-पीबए लगब। तहूमे अखन धरि ने खढ़ अनलौं आ ने संठी। जाबे से नहि आनब ताबे उक कन्ना बनाएब। दिआरियो बनबए पड़त। करू तेलो आनए पड़त। घरमे जे तेल अछि ओ अँइठ भऽ गेल अछि कन्ना दियारीमे देवइ। काज देखि दुखनीकेँ अबूह लागि गेल। पावनिक सभ किछु बिसरि गेल। नजरि बेटीपर गेलइ। बेटीपर नजरि पहुँचते मनमे खौंझ उठले। बाजलि- ''ऐना कऽ समाद पठौलियै से किअए ने आइलि।''

असमंजसमे पड़ि गेल।

तहि बीच नवानीवाली बान्हेपर सँ सोर पाड़ि बाजलि- ''काकी, काकी, दैया आगू अबैले कहलकनिहेँ। उत्तरवरिया पोखरिपर दुनू बच्चो आ मोटरियो लऽ बैसल छन्हि।''

दैयाक नाओ माने श्यामा दऽ सुनि धड़फड़ा कऽ उठि घरमे कपड़ा रखि ऑंचरमे रूपैया बान्हि विदा भेलि। तीनि-चारिटा धिया-पूता सेहो संग लगि गेलनि। बेटी लग पहुँचते श्यामा उठि कऽ गोड़ लगलक। गोड़ लगितहि तरंगि कऽ दुखनी बाजलि- ''अँइ गे, तोरा जानक काज नइ छौ जे एते लदने ऐलेहेँ।''

माइक बातकेँ अनसून करैत श्यामा दुनू बच्चाकेँ कहलक- ''नानीकेँ गोड़ लाग।''

बच्चाकेँ देखि दुखनी हरा गेलि। सभ बात विसरि गेलि। ऑंचरक रूपैया निकालि एक-एक टा दस टकही दुनू बच्चाकेँ हाथमे दऽ बाँकि अस्सियो रूपैया श्यामा दिशि बढ़ौलक। रूपैया देखि श्यामाक मनमे उठल। भरिसक बौआ पठौलकेहेँ। मुस्की दैत माएकेँ पुछलक- ''की सभ बौआ पठौलकौहेँ?''

बौआक नाओ सुनि दुखनीक मन फेरि औनाए गेल। नजरि बेटापर गेलइ। बेटापर नजरि पहुँचतहि मनमे तामस उठलै। बाजलि- ''कतए छौड़ा हराएल-ढराएल अछि तेकर कोन ठेकान अछि। अखन धरि ने कहियो चिट्ठी-पुरजी पठौलक आ ने एक्कोटा छिद्दी। ओम्हरे कतौ कोनो मौगी सने उढ़ढ़ि गेल कि की। से कि कोनो पता अछि।''

माइक बात रोकैत श्यामा बाजलि- ''ऐना किअए बजै छेँ। माए छीही कनी ठर-ठेकानसँ बजमे से नै।''

बेटीक बात सुनि माएक बेटासँ हटि बेटीपर पुन: आबि गेल। बाजलि- ''दुनू बच्चो आ मोटरियोकेँ कन्ना आनल भेलौ?''

मुस्कुराइत श्यामा बाजलि- ''अपने एतऽ तक पहुँचा गेलखिन।''

जमाए दऽ सुनि दुखनी बाजलि- ''एक डेग आगू घर नै देखल छलनि जे जइतथि।''

"गाममे मेलो होइ छै आ पावनियो छियै तँ कहलखिन जे घरपर गेने ओझरा जाएब। चारि थान माल अएकरे माए बुते सम्हारल नै ने हेतै। परसू ऐथुन।"

परसू सुनि दुखनीक मन थीर भेल। छोटका बच्चाकेँ केरामे लऽ जेठकीकेँ आगू कऽ विदा भेलि। घरसँ कने पाछुऐ रहै कि दछिनसँ एक गोटेकेँ हाथमे बैग, फुलपेंट-शर्ट पहीरिने अवैत दुनू गोटे देखलक। मुदा कियो चिन्हलक नहि। बदलल चेहरा भुखनाक। भुखनो अंगने दिशिसँ अबैत आ दुनू गोटे दुखनियो अंगने दिस बढ़ैत। घर लग आबि भुखना दुखनीकेँ कहलक- "माए।"

भुखनाक माए कहब दुखनी सुनलक मुदा, अनठिया बुझि अनठा देलक। किछु नहि बाजलि। मुदा श्यामा चीन्हि गेली। बाजलि- "बौआ हौ।"

बौआ सुनि दुखनियो चौंकलीह। ताधरि भुखना लग आबि माएकेँ पएर छुबि गोड़ लगलक। दुखनी अवाक् भऽ गेलि। आँखिमे नोर ढबढ़बा गेलनि। निच्चाँसँ उपर धरि भुखनाकेँ **निग्हारए** लगलीह।

करेज दहलि गेलनि। वामा बाँहिसँ नातिकेँ दवने आ दहिना तरहत्थीसँ आँखि पोछि विह्वल होइत बजलीह- "ऑंइ रौ बौआ तूँ तँ समरथ भऽ गेलेँ। चिन्हवे ने केलियौ। आंडै-समांगे नीक रहै छलेँ की ने। एते दिनपर किअए एलेँ। कि बुझि पड़ै छेलौ जे घरमे कियो ने अछि। कोनो कि हम मरि गेलियौ। रूपैया नै कमेलेँ तँ नै कमेलेँ मुदा, छुछो देहे तँ अबितेँ। अखैन तँ हम अपने थेहगर छी।"

श्यामक माथ परक मोटरी पकड़ैत भुखना बाजल- "दाय, तोहर माथ अगिया गेल हेतौ।"

"नै-नै कथी लए तूँ लेबह। आब कि अंगना कोनो बड़ दूर अछि। मुदा बलजोरी भुखना श्यामक माथपर सँ मोटरी उताड़ि अपना माथपर लेलक। आद्र स्वरे दुखनी बाजलि- "बौआ, रस्ता तँ भुखले आएल हेबह।"

"नइ गै। खाइत-पीबैत एलौं कि।"

"बौआ, अंगनो गेल छेलहक कि रस्तेसँ रस्ता छह?"

"अंगनामे बेग रखि देलियै। घर बोन दे देखलियै तँ तमोरियावाली भौजीकेँ पुछलियै। वएह कहलनि जे दायकेँ आनै काकी आगू गेल छथि।"

भुखनाक बात सुनि दुखनीकेँ तामस उठल। बाजलि- "ऑंइ रौ छौँड़ा, अंगना गेलेँ तँ गोसाँइकेँ गोड़ लगलेँ की नै?"

"घर बोन देखलियै तँ बेगकेँ ओसरेपर राखि तोरा तकैले विदा भेलौं।"

"हम कोनो बिलैंत गेल छेलौं। ताबे तूँ हाथ-पाएर धो कऽ अंगनेसँ गोसाँइकेँ गोड़ लागि लइतेँ से तोरा बुते नै होइतौ। जाबे हमरा तकै लए गेलेँ ताबे जे कोइ बेग चोरा लेतौ, तब की करबीही।"

"हमरा देखिते मारे धियो-पूतो आ जनिजातियो सभ आबि गेल। ओते लोकमे के बेग चोराओत।"

फुसफुसा कऽ माए बेटीकेँ पूछलक- "दाय, किछु खाइयोबला सनेस छौ। देखै छीही छौँडाक मुँह केहन सुखाइल छै।"

"हँ। असकरे दुआरे कते अनितियौ। पाँच गो दलिपूड़ी अछि।"

"अच्छा, वड़बढ़ियाँ। हम तँ अखैन धरि नहेबो ने केलौंहेँ।"

"किअए? पावनिक दिन छियै तइयो ने नहेलेँ।"

"छुट्टियो ने भेल। भिनसरेसँ जारनिक ओरियानमे लागल छलौं। बोझ उघैत-उघैत मन ठहिया गेल। असकता गेलौं। ने भानसे केलौं आ ने नहेबो केलौंहेँ। ओहिना ओसारपर ओघड़ेलौं कि नीन आिब गेल। जोगिनदरा आिब कऽ उठौलक। नइ तँ सुतले रहितौं। देखही जे साँझ लगिचाइल जाइ छै ने अखैन तक उकक ओरियान भेलहेँ आ ने साँझ-बतीक।"

आंगन अबिते दुखनी-भुखनाकेँ कहलक- "बौआ, पहिन पएर-हाथ धो कऽ सिरा आगूमे गोड़ लागह। तखन किछु करिहह।"

भुखना सएह केलक। श्यामा सेहो घैलची लग जा घैला झुका एक चुरूक पानि निच्चाँ खसा ओहिमे दुनू पाएरक तरबा भीजा ओसारेपर सँ गोसाँइकेँ गोड़ लगलक। सौंसे अंगना धियो-पूतो आ जनिजातियो सभ कच-बच करैत। छोटका बच्चा सभ फुटे काँइ-किचीड़ करैत रहै। तहि बीच जुगेसराक बेटा रवियाक बेटाकेँ पाछुसँ पोनमे बिठुआ काटि दोगे-दोग घुसुकि गेल। छिलमिला कऽ रवियाक बेटा पाछु तकलक तँ शिबुआक बेटीकेँ देखलक। ओहि छौंड़ाकेँ भेले जे यएह छौंड़ी बिठुआ कटलक। हाँइ-हाँइ कऽ दू मुक्का लगा देलक। मुक्का लगिते शिवुआक बेटी चिचिआ कऽ कानए लागलि। शिवुआक घरवाली सेहो पछवारि कात ठाढ़ छलि। बेटीकेँ कनैत देखि कोरामे उठबैत पुछलक। ओ छौंड़ी रवियाक बेटा नाओ कहलक। ओकरो हड़लै ने फुड़लै ओहि छौंड़ाकेँ कान ऐँठि एक थापर लगा देलक। तहि समए रवियाक घरवाली सेहो अबैत छलि। बेटाकेँ देखि पुछलक। ओंगरीक इशारासँ छौंड़ा शिवुआक घरवालीकेँ देखा देलक। शिवुआक घरवालीकेँ देखवितहि रवियाक घरवाली लगमे जा झोंट पकड़ि मुँहपर थूक फेकि देलक। सौंसे आंगन हड़-विरड़ो मचि गेल। छोटका धिया-पूता डरे पड़ाए लगल। तँ दोसर दिस हल्ला सुनि आन-आन अबौ लगल। दुखनीक बकारे बन्न। जहिना-जहिना शिवुआक घरवाली गारि पढ़ै तहिना-तहिना रवियाक घरवाली उनटबैत जाए। किएक तँ स्त्रीगणक झगड़ाक विशेषता होइत जे जे पाछु धरि गरिआओत ओकर जीत होइत। अंगनाक दृश्य देखि भुखनो आ श्यामो दुनूक बाँहि पकड़ि-पकड़ि ठेल-ठालि कऽ अपना-अपना अंगना दऽ आइल। भगलाहा धिया-पूता सभ पुन: आबए लगल। जनिजातियो आ धियो-पूतोमे पाटी बनि गेल। किछु गोटे शिवुआक घरवालीक पक्ष लऽ आ किछु गोटे रवियाक घरवालीक पक्ष लऽ झगड़ाकेँ पुन: ठाढ़ केलक। एक दोसराक दोख लगवैत अपना पक्षकेँ निर्दोष साबित करए लगल। मुदा जहिना पोखरिमे गोला फेकलापर पानिमे हिलकोर उठैत जे धीरे-धीरे शान्त भऽ जाइत तहिना शान्त भऽ गेल।

तत्-खनात तँ दुखनीक आंगन शान्त भऽ गेल। अंगनासँ बाहर रस्तो आ आनो-आनो जगहपर गुद-गुद-फुस-फुस होइते रहल। जहिना कोनो गाम वा घरमे आगि लगलापर पानि देने मिझा जाइत मुदा आगिक गरमी रहबे करैत तहिना भेल। आन सभ तँ आंगनसँ निकलि गेल मुदा, दुखनीक मनक आगि पजरि गेल। बेटी श्यामा दिस देख जोर-जोरसँ बजए लागलि- "हम ककरो बजबैले गेल छेलियै जे आबि पावनिक दिन अंगनामे झगड़ा केलक। पावनि कि कोनो एक दिनक होइत अछि आिक सालो भरिले होइए। सालो भरि अंगनामे झगड़ा होइते रहत कि ने। तहूमे जे कियो डोरी बाँटि घरक पछुऐत बान्हि देत तखन तँ आरो सालो भरि झगड़ा होइते रहत कि ने?"

माइयक बोली बन्न करै दुआरे थोम-थाम लगबैत श्यामा कहलक- "अनेरे तूँ किअए आफन तोड़ै छेँ। तोरा अंगनामे छेबे के करौ जे साल भरि झगड़ा हेतौ।"

बेटीक बात सुनि दुखनी दम कसलक। मुदा तइओ मनमे आगि लगले रहै। घरसँ विछान निकालि श्यामा अंगनामे विछौलक। बिछा अपन मोटरी खोललक। एक धारा चाउर, सेर तीनिऐक खेसारीक दालि, पाँचटा दलिपूड़ी आ अपनो आ बच्चो सभक कपड़ा निकालि रखलक। पाँचो पूड़ीमे सँ दूटा भुखनाकेँ एकटा कऽ सरस-निरस तोड़ि दुनू बच्चाक हाथमे देलक। एकटा अपना लेल आ एकटा माए लेल फुटा कऽ रखलक। बैग खोलि भुखना रूपैयाक गड्डी निकालि माएकेँ कहलक- "माए, यएह कमा कऽ अनलियौ।"

रूपैया देखि माइयो आ बहीनो बाजलि- ''झाँपह, झब दऽ झाँपह नै तँ लोक देखि लेतह।''

रूपैया झाँपि भुखना दू जोड़ साड़ी आंडी आ सायाक कपड़ाक संग दुनू बच्चा लेल शर्ट-पेन्ट निकालि आगूमे रखलक। कपड़ा देखि दुखनी विस्मित भऽ गेलि। मने-मन सोचए लगलि। जे ढहलेलो अछि तइओ तँ बेटे धन छी। मन पड़लै पति। भगवान ककरो अधला करै छथिन। मन-मन गोड़ लगलकनि। अही दुनू बेटा-बेटीक आशापर ने अपन वएस गमा कऽ रहलौं। संतोखे गाछमे ने मेवा फड़ै छै। माएकेँ विस्मित देखि भुखना विस्कुटक डिब्बा निकालि माएक हाथमे दैत कहलक- ''माए, ई मक्खनबला विस्कुट छी तोड़े लए अनलियौहें।''

हाथमे विस्कुटक डब्बा लऽ उनटा-पुनटा कऽ देखए लगली। दुनू बच्चो आ श्यामोक नजरि डिब्बापर अँटकि गेल। तहि बीच देहमे लगबैबला दूटा गमकौआ साबुन, दूटा कपड़ाक साबुन पौवाही नारियल तेलक डिब्बा, निकालि दुखनीक आगूमे रखलक। चीज बौस देखि दुखनी मन उधिया गेलै। मनमे हुअए लगलै जे अकासमे उड़ि गेलहुँ आिक नरकसँ सरग (स्वर्ग) चलि गेलहुँ आिक सपना देखै छी। अपनाकेँ संयत करैत बाजलि- ''पावनिक दिन छी, पहिने सभ कियो खा लइ जाइ जाह। हम अखैन नै खाएव। दिनो खटिआइये गेल अछि कनी कालमे साँझ-बाँती दइये कऽ खाएव।''

फेर मनमे एलै जे गोसाँइ डूबैपर अछि अखन धरि पावनिक तँ कोनो ओरियान भेवे ने कएल अछि। ने उक बनबै लए खढ़-संठी अनलौं आने दिआरी बनेलौंहें। ने दियारीक टेमी बनवै लए साफ सुती कपड़ा तकलौंहें आ ने दोकानसँ तेले अनलौंहें। तहूमे दुनू भाए-बहीन आइल अछि दुइओटा तीन-तरकारी नहि करब से केहन हएत। एक तँ लछमी पावनि तहूमे एते दिनपर छौँड़ा आएल अछि।

पूड़ी खा पानि पीबि श्यामा माएकेँ कहलक- ''चिकनी माटि सानि कऽ दिआरी बना लइ छी। तूँ दोकानक काज झब दऽ केने आ नै तँ किरिण डूबलापर दोकानोक काज नइ हेतौ। ओहो पूजा-पाठमे लगि जाएत।''

बेटीक बात सुनि दुखनी बाजलि- ''ऑंइ गै दैया दोकान-दौड़ीक काजमे ओझरा जाएव तँ खढ़-संठी कखैन आनि उक बनाएव?''

काजक भरमार देखि भुखना माएकेँ कहलक- ''तौँ दोसरे काज कर हम दोकानक काज कऽ लैत छी।''

बेटाक बात सुनि दुखनी कहलक- ''अनठिया बुझि दोकानबला ठकि लेतौ।''

माइक बात सुनि भुखनाकेँ हँसी लागल। मने-मन सोचए लगल जे शहर-बजार घुमै छी हम आ गामक बनियाँ ठकि लेत हमरे। मुदा किछु बाजल नहि। माएकेँ रोकैत श्यामा कहलक- ''आब जे ककरो अइठीन खढ़-संठी मांगए जेबही से देतौ। लछमी पूजाक बेरि भऽ गेलै। काल्हिये किअए ने मांगि अनलेँ। नइ तँ आइये दुपहर से पहिने मांगि अनिते। आब लोक अपन-अपन चीज-बौस समेटि घर आनत आिक तोरा खढ़-संठी देतौ।''

बेटीक बात सुनि दुखनी निराश भऽ गेलि। उकक आशा टुटि गेलइ। बाजलि- ''हम तँ बूढ़ि भेलौं। आब कि कोनो पावनि-तिहारक ठेकान रहैए।''

माइक टूटल आशा देखि श्यामा सम्हारैत बाजलि- ''खढ़-संठी छोड़ि देही। उक नै हएत तँ कि हेतै। गोसाँइ बाबाकेँ कहि देबनि जे एते तिरोट भऽ गेल। नै पान तँ पानक डंटिये सँ तँ पूजा करबे केलौं।''

सामंजस्य करैत दुखनी- ''अच्छा हो-अ। खढ़-संठी छोड़ि दइ छियै। तूँ चिकनी माटिक दिआरी बनाले। कनी रूखे कऽ माटि सनिहेँ। नइ तँ आब नै सुखतौ। दिनो खटिआइये गेल। रौदो ठंढ़ा गेल। दोकानेक काज केने अबै छी।''

तहि बीच भुखना कहलक- "तूँ अंगनेक काज सम्हार। दोकानक काज केने अबै छी।"

बेटाक बात सुनि दुखनी कहलक- "ऑंइ रौ, शुभ-शुभ कऽ तूँ गाम एलेहँ, तोरा कन्ना दोकान जाए दिऔ। लोक की कहत?"

"लोक की कहतौ?"

"एतबो ने बुझै छीही जे सभ खिधांस करए लगत जे फलनीक खापड़ि केहेन तबधल छै जे अखने बेटा परदेशसँ एलै आ बेसाह अनैले दोकान पठौलक।"

"कोइ ने किछु बाजत। कोनो अनकर काज छियै जे कियो किछु बाजत। बाज कथी सबहक काज छौ?"

"एक रूपैया कऽ नून, दू गो तीमनो-तरकारी करब तँ पाँच रूपैयाक करू तेल सेहो लऽ लिहेँ। आठ अन्नाक जीर-मरीच, आठ अन्नाक हरदी आ आठ आनाक मिरचाइ सेहो लऽ लिहेँ। अल्लुओ घरमे नहिये अछि। तरैबला अल्लू सेहो लऽ लिहेँ। दूटा पापड़ो लऽ लिहेँ। आइ लछमी पूजा सेहो छी तँ आठ अन्नाक मखान आ आठ अन्नाक चिन्नियो लइये लिहेँ। भरि राति डिबिया जरत तइले मट्टियो तेल कनी बेसिये कऽ लऽ लिहेँ।"

"आउरो किछु?"

मन पाड़ दुखनी बाजल- "आब तँ लोक धुमनक धूपो देनाइ छोड़िये देलक तँ एकटा अगरवत्तीक डिब्बा सेहो लइये लिहेँ।"

श्यामा दिआरी बनवै लए चिक्कनि माटि लोढ़ीसँ फोड़ए लगलीह। भुखना दोकान विदा भेल। दुखनीक मन असथिर भेल। मन असथिर होइते बेटीकेँ कहलक- "बुच्ची, हम नहाइ लए जाइ छी। किरिणो लुकझुकाइये गेल।"

श्यामा- "बौआ जे साड़ी अनलकौ सएह लऽ ले।"

बेटीक बात सुनि दुखनी हरा गेलि। मनमे नचए लगलै बेटाक कीनल पहिल साड़ी। जहियासँ अपने मुइलाह तहियासँ कहियो नव साड़ीक नसीव नहि भेलि। ओना बेटी अपन पहिरल साड़ी साले-साल दइते रहल तँ कहियो कपड़ाक दुख नहिये भेलि। रोडे किनछरिमे गारल सरकारी कलपर दुखनी पहुँचल। कलपर पहुँचते मन पड़लै। साड़ी-लोटा कलेपर रखि चोट्टे घुरि कऽ आंगन आबि बेटीकेँ कहलक- "दाय, एकटा बात मन पड़ि गेल। बिसरि जाइतौं तँ कहै लए एलियौ।"

अकचकाइत श्यामा पुछलक- "कोन बात मन पड़लौ?"

दुखनी- "बच्चा जे दोकानसँ औत तँ कहि दिहैन जे अगिला चौमास बिकरी अछि। दुइये कट्ठा छइहो। से कीनि लेत। हमरा ने एक्कोटा घरसँ काज चलैत अछि मुदा, नइ अइ साल तँ अगिलो साल विआह कइये देवइ। बाल-बच्चा हेतै। लघियो करै लऽ कतऽ जतै। लोक बढ़ने मालो-जाल पोसबे करत। से कतऽ बान्हत।"

श्यामा- "अच्छा जो, पहिने नहाले। बौआ दोकानसँ औत तँ मन पाड़ि देबौ।"

गजेन्द्र ठाकुर-
कथा-
संघर्ष
१

फाइलक गेँट, गरदासँ सनल। ओहिमे सँ एक-एकटा कागत निकालि मुँहपर रुमाल राखि झारि रहल छी। ओहिमे सँ किछु काजक वस्तु निकलैत अछि, किछु बेकाजक। विधवा सोहागोक केस-मुकदमाक फाइल। मान-अपमानक खाता-खेसरा। आरोप-प्रत्यारोपक प्रकरणक क्रम। बूढ़ महिलाक युवावस्थाक खिस्सा, किछु सत्य, किछु मिथ्यारोप। पति आ पुत्रक जीवन। बेनग्न होइत हमर सभक सभ्यताक छाप। किएक चानन घसने रहैत अछि ई बूढ़ी। भगवान पर एतेक भरोस? एहि उमरिमे बेटाक स्मारक बनेबाक जिद्द? हारि आ जीतक तारतम्यक बीच, एखन फेर एकटा दोसरे पेटीशन? जितबाक कोन अद्भुत लगन लागल छैक ओकरा। हारिते रहल अछि भरि जिनगी, तैयो!

पहिने तँ कुमोनसँ मंडल सरक कहलापर ई काज हाथमे लेने रही। मुदा आब हमरो इच्छा भऽ गेल अछि, इच्छा ओकर पेटीशनकेँ यथाशीघ्र दाखिल करबाक। इच्छा ओकरा जितेबाक। ई फाइलक गरदा, गरदासँ सानल कागत-पत्तर सभ। डस्टसँ एलर्जी अछैत हम एहिमे घोसिया गेल छी। एहि बुढ़ियाक हारिक नमगर फेहरिस्ट, तकर सोझाँ हमर अपन हारि सभक कोनो लेखा नहि। एकरा जितएबाक जिद्दक आगाँ अपन अप्रत्यक्ष विजय लखैत अछि। सोझाँ-सोझी विजय नहि तँ एहि बुढ़ियाक माध्यमसँ सम्भावित विजयक पेटीशन। हारत तँ ई बुढ़िया आ जे ई बुढ़िया जीतत तँ जीतब हम। ई बुढ़िया धरि अछि अगरजित। ऑफिसमे सभसँ झगड़ा केने अछि। कार्यालयक क्यो गोटे एकर पेटीशन आगाँ बढ़ेबाक लेल तैयार नहि। मंडल सर मुदा एकर सभटा नखड़ा बरदास्त करैत छथि। एकर बेटा हुनकर बैचमेट छलन्हि। नीक लोक छथि, सज्जन। कार्यालयक कनीय सदस्य सभसँ हमरा कहियो कोनो प्रतियोगिता नहि होइत अछि। मुदा उच्च पदाधिकारी सभसँ फाइलोपर आ ओहिनो किछु ने किछु होइते रहैत अछि। मुदा मंडल सर नीक लोक। सज्जन। आ एहि पेटीशनकेँ देबाक भार ओ हमरेपर छोड़ने छथि। बुझल छन्हि जे अधिकारी सभ ओहि पेटीशनमे नेङरी मारत। आ तखन दोसर सभ बीचेमे पेटीशन छोड़ि भागि जएत। मुदा हम तँ से भेलापर पाछू पड़ि जाएब आ तखन पेटीशन दाखिल भऽ सकत हमरे बुते। ई विश्वास छन्हि मंडल सरकेँ।

"अहाँपर सँ हमर विश्वास उठि गेल अछि । एक महिनासँ झुट्ठे घुमा रहल छी। एखन धरि पेटीशन नहि भेल दाखिल कएल"- बुढ़िया आइ लगा कऽ तेसर बेर ई सभ गप सुनेलक अछि आ चलि गेल अछि। पहिल बेर तँ हम मंडल सरकेँ कहबो केलियन्हि जे कोन फेरमे हमरा सभ पड़ल छी। एहि बुढ़िया लेल जान-प्राण लगेने छी। मुदा देखू, दस टा गप सुना कऽ चलि गेल। मुदा मंडल सर कहलन्हि जे- "नञि यौ। समएक मारल अछि ई । जेहन लोक सभसँ आइ धरि एकरा भेँट छै, तेहने ने बुझत ई अपना सभकेँ"। ई गरदा सानल फाइल सभकेँ मुदा आब घोँटि गेल छी हम, बुझू सोँखि गेल छी। आइ फेर बुढ़िया ई सभ गप कहि बहार भऽ गेल। हम आ मंडल सर एक दोसराकेँ देखि रहल छी। बिनु हँसने। पराजयक छाह दुनू गोटेक मुँहपर अछि।

"भऽ गेल अछि सर। एहि शुक्र धरि पेटीशन दाखिल भऽ जाएत"।

"मुदा अहाँक स्थानान्तरण भऽ गेल अछि, शुक्र दिन धरि अहाँकेँ जएबाक अछि"।

"कहलहुँ ने हम। भऽ जाएत शुक्र दिन धरि। जएबासँ पहिने दाखिल कइये कऽ जाएब। परिणाम तँ बादमे पता लागिये जाएत"। बिनु हँसने, बिनु तमसाएल मुखाकृति लेने बहराइत छी। कऽ दैत छिऐक दाखिल एकर पेटीशन। हारत तँ ई हारत। जीतत जे ई, तँ जीतब हम।

२

सोहागो। गढ़ बलिराजपुरक बसिन्दा एकर परिवार। खेती-बाड़ी नीक, तरकारी बेचि नीक जमीन-जत्था बनेने। छह भाँएपर भेल छलीह सोहागो।

पिताक दुलारि। माताक दुलारि। सभ भाएँक दुलारि। मुदा मात्र दस बरख। फेर विवाह भऽ गेलन्हि। पतिसँ प्रेम छलन्हि वा नहि छलन्हि, ई गप गरदा लागल कोर्ट फाइलमे नहि लिखल अछि।

हुनकर नैहरक चर्च मात्र एक पैराग्राफमे खतम अछि। मात्र ई विवरण अछि जे पतिक मृत्यु भऽ गेलन्हि जखन हिनकर उमरि अठारह बरखक छलन्हि।

मुदा एकटा बेटा भगवानक कृपासँ मृत्युक पूर्व पति हुनका दऽ गेल छलखिन्ह। अठारह बरखक उमरि। एकटा बच्चा।

मुदा गरदाबला फाइलमे नहिये सासुरक कोनो लोकक आ नहिये नैहरक कोनो भाए-बन्धुक कोनो गबाही वा किछुओ भेटल। ताहिसँ ई लागल जे भाए सभ अपन-अपन परिवारमे व्यस्त भऽ जाइ गेल होएताह। तखन सोहागोक ई बयान जे ओ नैहरक दुलारि छलीह! माए-बापक आ छह भाँएक। माए-बाप तँ चलू बूढ़ भऽ मरि गेल होएताह, मुदा भाए सभ?

कष्ट काटि अफेलकेँ पढ़ेलन्हि-लिखेलन्हि सोहागो। बीस बरखक बेटा भेलन्हि तँ ओहो मृत्युकेँ प्राप्त कएलक। नीक सरकारी नोकरी भेटले छलैक। घटक सभ घुरियाइये रहल छलैक। आठ बरखक वैवाहिक जीवनक बाद बीस बर्खक वैधव्य। आब पुतोहु अबितैक आ नैत-नातिन संगे ओ खेलाइतए। मुदा तखने ई वज्रपात। मुदा हमर तँ तहिया जन्मो नहि भेल छल होएत। नञि, सत्ते। बुझू जाहि बरख एहि बुढ़ियाक बेटाक मृत्यु भेल छलै, ताहि बरख हमर जन्म भेल रहए। आ तकरो बाइस बरख बीति गेल। बूढ़ी आब हमरा समक्ष अछि। ओकर बेटाक बैचमेट हमर मंडल सर। आ हम ओही पदपर छी जाहि पदपर ओकर बेटा आइसँ बाइस बर्ख पहिने नोकरी शुरूह कएने रहए। छह मास मात्र नोकरी कएने रहए आकि...। शुक्र दिन धरि समय बाँचल अछि हमरा लग। की करू? ई बुढ़िया हहाएल-फुफुआएल अबैत अछि। सरकारी कॉलोनीक गेटपर अपन बेटाक मूर्ति लगेबाक आग्रह लोक सभसँ करैए, कैक बरखसँ। मुदा एकर झनकाहि बला स्वभावसँ, व्यवहारसँ लोक एकरापर तमसा उठैत अछि। एकरा अर्द्ध-बताह घोषित कऽ देल गेल अछि। मुदा एहि बेर तँ एकर काज किछु दोसरे तरहक छैक। अही सप्ताह किछु करए पड़त। देखै छी।

३

"अफेलकेँ मरबाक रहितै तँ अहाँक रिवाल्वरसँ अपन माथपर किऐ मारितए। ओकरा लग तँ अपन सर्विस रिवाल्वर रहए"।

"श्रीमान्। हमर बेटाक हत्या कएने अछि जटाशंकर। हमर जीवन नर्क बना देलक। बीस सालक हमर तपस्या समाप्त कऽ देलक। एकरा सजाए देल जाए"।

"मुदा जज साहेब। जटाशंकर आ अफेलक अलाबे ओहि घरमे क्यो नहि छल। हमर कानून कहैए जे दस दोषी बहरा जाए मुदा एकटा निर्दोषकेँ सजा नहि भेटए। के गबाही देत जखन तेसर क्यो रहबे नहि करए"?

"मुदा जज साहेब अपने कहि रहल छथि जे अफेल दोसराक रिवाल्वरसँ अपनापर गोली किएक चलाओत। आ अपनापर गोली चलेबाक अर्थ भेल आत्महत्या। हमर बेटा हमरा असगर छोड़ि आत्महत्या कऽ लेत? किएक करत ओ आत्महत्या"?

"जटाशंकरकेँ हिरासतमे लेल जाए...अगिला सुनवाई...."।

फाइल पढ़िते रही आकि बूढ़ी बिहाड़ि जेकाँ आएलि।

"अहाँक चेलाक तँ ट्रांसफर भऽ गेल मंडल सर! सभ एक्के रंगक छी। हमर बेटाक मूर्ति कॉलोनीक गेटपर लागि जाइत तँ कोन अनर्थ भऽ जइतैक। मुदा सभ अपन-अपन घर परिवारमे लागल अछि! जे गेल से गेल। अनका की कहू, हमर भाइये सभकेँ देखू। कहै लेल तँ छह टा...."। हनहन-पटपट करैत ओ बहार भऽ गेलि। मंडल सर ओकरा-"सुनू। हिनकर ट्रांसफर भेल छन्हि मुदा एखन शुक्र दिन धरि रहताह"- ई सभ कहिये रहल छलाह मुदा ओ भङ्गतराहि नहि सुनलक। किएक सुनत?

"की भेल? जाए दियौक। शुक्र दिन पेटीशन फाइल भऽ जएतैक तँ ओकर गोस्सा अपने ठंढ़ा भऽ जएतैक"।

४

"कहू जटाशंकर। हमरा तँ अफेलक आत्महत्याक कोनो कारण नहि बुझना जाइत अछि। ई सत्य जे ओहि मृत्युक गबाह नहि अछि। मुदा ओहि कोठलीमे मात्र दू गोटे रहथि। अफेल आ जटाशंकर। आ अहाँक रिवाल्वरक गोली अफेलक माथमे गेलैक।"

"मुदा जज साहेब। हमरा किछु सूचना भेटल अछि जाहिसँ हमर दिमाग घूमि गेल अछि। ओना हम ई सूचना सार्वजनिक करबाक पक्षमे नहि छलहुँ कारण एहिसँ एकटा भूचाल आओत। मुदा जखन हमर क्लाइन्टपर फाँसीक सजाक खतरा घुरमि रहल अछि, हमरा लग एकरा सार्वजनिक करबाक अतिरिक्त आर कोनो उपाय नहि अछि।"

"ई कारी कोट पहीर फेर कोनो बहन्ना अनने अछि। हम गरीब लोक छी सरकार। हमरा कोर्टक तारीखपर आबएमे ढेर खरचा उठबए पड़ैत अछि। एकरा सजा देनेसँ हमर बेटा घुरि कऽ तँ नहि आओत मुदा ई फेर एहन काज नहि करए से टा हम चाहै छी।"

"मुदा सोहागो देवीजी। ई केस कतेक माससँ चलि रहल अछि मुदा नहिये अहाँक परिवारक आ नहिये अहाँक सासुरक क्यो गोटे आएल"।

आगाँक आरोप प्रत्यारोपमे सोहागोपर चरित्रहीनताक आरोप लगाओल गेल रहै आ सिद्ध करबाक प्रयास कएल गेल रहै जे हुनकर पुत्र अपन माएक प्रेमी सभसँ आजिज आबि कऽ आत्महत्या कएने छल। जटाशंकर बचि गेल रहए। आब तँ ओ रिटायर भऽ सरकारी पेंशन उठा रहल अछि।

५

बिहारशरीफ घुरि हम बूढ़ीक पेटीशन दाखिल कऽ दै छी। पतिक मृत्युक बाद ऑफिस बला सभ सर्टिफिकेटक अभावमे ओकर जन्म तिथिपाँच साल घटा देने रहै, कोनो जानि बूझि कऽ से नहि। मुदा बुढ़िया तै जमानामे मैट्रिक छल। मैट्रिकक सर्टिफिकेटक जन्म

